एवं सुपीरियर वेना कावा मे जाइत अछि आ ओतय सँ ओकर निकासी दहिना भागक एट्रियम मे होइत अछि।

2. केशिका(capillaries):- धमनी और नसक बीच एक रक्त वहिकाक नेटवर्क जे बहुत पातर ट्यूब जकाँ होइत अछि तकरा केशिका (capillary) रक्त वहिका कहल जाइत अछि।

3.धमनी(Arteries):- रक्त वहिका जकर दीवार(wall) मांशपेशी सँ बनल(Mascular) होइत अछि आ ओ एक ट्यूब जकाँ होइत अछि। हृदय सँ ऑक्सीजनयुक्त रक्त शरीरक विभिन्न अंग मे ओही रक्त वहिका द्वारा जाइत अछि। एहि रक्त वहिका कें धमनी कहल जाइत अछि।

सबसँ नमहर धमनी ऐरोटा कहल जाइत अछि जकर शाखा प्रशाखा विभिन्न अंग सँ छोट छोट धमनी सँ जुरल रहैत अछि। एहि छोट छोट धमनी सँ सभ अंग धरि ऑक्सीजनयुक्त रक्त आपूर्ति होइत रहैत अछि।

९

**हृदय मे अवस्थित वाल्व(वाल्व)**

वाल्व हृदयक चैम्बर सभ मे नस कें बीच फाइबर सँ बनल फ्लैप होइत अछि जे रक्त के सदैव आगाँ तरफ जाय , पाछाँ तरफ घुरि नहि अबैक ताहि लेल उपस्थित रहैत अछि। वाल्व सुनिश्चित करैत अछि जे रक्तक वहाव एक्के दिशा (Unidirection) मे होइक।

वाल्वक कार्यक अनुसार ओ दू प्रकारक होइत अछि।

1.एट्रियोवेंट्रिकुलर वाल्व:- एट्रिया और वेंट्रिकलक बीच जे वाल्व होइत अछि ओकरा एट्रियोवेंट्रिकुलर वाल्व कहल जाइत अछि। दहिना कातक एट्रिया आ वेंट्रिकल कें बीच जे वाल्व होइत अछि तकरा ट्रिकसपिड(Tricuspid) वाल्व कहल जाइत अछि।

ओही तरहें वामा तरफ एट्रिया आ वेंट्रिकल कें बीच जे वाल्व होइत अछि तकरा मिटरल(Mitral) वाल्व कहल जाइत अछि।

2.सेमिळूनर वाल्व(अर्ध चंद्राकार वाल्व):- वामा कातक वेंट्रिकल तथा ऐरोटाक बीच जे वाल्व होइत अछि तकरा सेमिळूनर वाल्व कहल जाइत अछि। ओही तरहेँ दहिना कातक वेंट्रिकल तथा

पल्मोनरी धमनीक बीच एक टा वाल्व रहैत अछि तकरो सेमिळूनर वाल्व कहल जाइत अछि।

१०

**हृदय सँ सम्बन्धित बीमारी(अस्थिर एनजाइना)- हृदय सँ सम्बन्धित किछु सामान्य बीमारी आ बीमारी चिनहैक लेल अनेकानेक परीक्षण**

* *अस्थिर एनजाइना**

एहि मे छाती , बैंह, जबड़ा, कन्हा, गर्दैन मे दर्द एवं खिंचावक अनुभूति होमय लगैत अछि। आराम के स्थिति मे या कोनो मिहनत नहियों केलाक स्थित मे एहि तरहक दर्द होइत अछि।

साँस फुलनै,पसीना एनै, रद्द भेनै, पेट मे दर्द भेनै, चक्कर एनै, थकान लगनै,बेहोशी एनै इत्यादि सभ सेहो भ सकैत अछि। कखनो काल एहि सब लक्षण कें ठीक सँ नहि बूझि पबैत छथि। मगर एहि सब पर ध्यान देबाक चाही।

कखनो काल पेट मे गैसक कारण सँ सेहो छाती मे दर्द होइत अछि। ओ किछु खेला पिलाक कारण सँ होइत अछि आ ओ थोरे कालक बाद स्वयं ठीक भ जाइत अछि।

स्थिर एनजाइना मे दर्द शरीरक स्थिति बदलला पर आराम होइत अछि। समुचित दवाइ और आराम ओकर उपचार थिक। अस्थिर एनजाइना कें गंभीर मानि तुरन्त और शीघ्राति शीघ्र नीक चिकित्सक एवं चिकित्सालय सँ संपर्क करवाक चाही। एहि मे दर्दक अनुभूति शरीरक कोनो पैटर्न मे होइते रहैत अछि। शरीरक पैटर्न पर निर्भर नहि रहैत अछि ।

**अस्थिर एनजाइनाक वास्ते या अन्य हृदय सम्बन्धित बीमारी सभ लेल परीक्षण(Tests)*

1. रक्त परीक्षण:- रक्त परीक्षण कए चिकित्सक हृदयक ट्रोपोनिन(cardiac troponin) स्तर देखैत छथि। एहि स्तर कें देखि ओ सुनिश्चित करैत छथि जे छातीक दर्द हृदय घातक एनजाइनाक कारण सँ अछि या अन्य कारण सँ। चिकित्सक ओकर अलावा वसा, कोलेस्ट्रॉल, सरकरा एवं प्रोटीन सभक सेहो स्तर देखैत छथि जाहि सँ चिकित्सा करै मे सुविधा होनि। ट्रोपोनिन I केर सामान्य स्तर 0-0.04 मानल जाइत अछि।

2. इलेक्ट्रोकार्डियोग्राम(ECG):-

एहि परीक्षण सँ ई पता चलैत अछि जे हृदयक अंदर विद्युतीय आवेगक(electrical impulse) की स्थिति अछि?हृदयक धड़कन कहीं काफी अधिक -कम नहि तँ छैक वा धड़कन छैहो वा नहि? हृदयक धड़कन (Heart rhyme) सँ एहि पैटर्न कें पता चलैत अछि जे हृदय मे रक्त प्रवाह मंद अछि या रुकैतो अछि?

एहि तरहें ई परीक्षण हृदयगत बीमारी मे महत्वपूर्ण होइत अछि।

3.छातीक एक्स- रे(X-ray):-

छातीक एक्स -रे सँ चिकित्सक ई सुनिश्चित करैत छथि जे कहीं अन्य कारण सँ त नहि छातीक दर्द अछि। ओहि सँ हृदय के आकार कें देखल जाइत अछि। लंग्स(फुफुस) सेहो देखल जाइत अछि।

4. तनाव परीक्षण(Stress Test):-

तनावक दरमियान हृदयक कार्य करैक स्थिति की रहैत अछि , ओहि दरमियान संदर्भित अन्य पैमाना सभक परीक्षण , हृदयक धड़कन इत्यादि हेतु तनाव परीक्षण कराओल जाइत अछि। एहि परीक्षण मे मरीज कें ट्रेडमिल , या चिकित्सीय साईकल पर चढ़ा कें जांच कएल जाइत अछि।

चिकित्सक ई देखैत छथि जे तनावक स्थिति मे हृदय केहेन प्रतिक्रिया करैत अछि।

5. इक्कोकार्डियोग्राम परीक्षण(Echo cardiogram Test):-

एहि परीक्षण मे ध्वनि तरंगक माध्यम सँ चलैत(moving) हृदयक चित्र प्राप्त होइत अछि। एहि सँ देखल जाइत अछि जे हृदय अंदर रक्तक वहाव सामान्य अछि वा नहि। ई परीक्षण तनाव स्थिति मे सेहो करायल जाइत अछि जकरा तनाव इकोकार्डियोग्राम(stress Echo Test) कहल जाइत अछि।

6.न्यूक्लियर तनाव परीक्षण(Nuclear Stress Test):-

एहि परीक्षण कें एमपीआई(MPI) परीक्षण सेहो कहल जाइत अछि। एमपीआई(MPI) अर्थात मायोकार्डियल परफ्यूजन इमेजिंग। एहि परीक्षण सँ हृदय मांशपेशी मे रक्तक प्रवाह आराम के स्थिति मे तथा तनावक स्थिति दुनू स्थिति मे केहेन अछि ई पता लगैत अछि। एहि परीक्षण मे एक रेडियोधर्मी अनुरेखक(radio active tracer) रक्त मे इन्जेक्शन द्वारा देल जाइत अछि। एकटा विशिष्ट स्कैनर सेहो लागल रहैत अछि जे देखैत अछि जे कोना कोना रेडियो एक्टिव ट्रेसर रक्त द्वारा हृदयक धमनी मे जाइत अछि। जतय ओकर उपस्थिति न्यून या बिल्कुल नहि रहैत अछि ओ दृष्टिगत भ जाइत अछि। एहि परीक्षण मे किछु समय तँ लगैत अछि मगर तनाव परीक्षण थोरे सटीक होइत अछि।

7.कार्डिएक कंप्यूटरीकृत टोमोग्राफी (CT) परीक्षण:-

एहि परीक्षण सँ ई पता चलैत अछि जे कहीं हृदयक आकार कहीं नमहर((enlarged) नहि तँ भए गेल अछि। इहो पता चलैत अछि जे हृदयक धमनी कतय पातर भ गेलैक अछि।

8.एमआरआइ(MRI) परीक्षण:- कार्डिएक मैग्नेटिक रेजोनेंस इमेजिंग

एहि परीक्षण मे चुम्बकीय क्षेत्र एवं रेडियो तरंगक माध्यम सँ हृदयक एवं ओकर रक्त वहिका सभक विस्तृत फ़ोटो लेल जाइत अछि । नीक सँ पता चलैत अछि जे हृदयक संरचना एवं रक्त वहिकाक स्थिति केहेन अछि।

9. कोरोनरी एंजियोग्राफी:-

एहि परीक्षण मे हृदयक रक्त वहिकाक (Blood Vessels) अवलोकन एवं परीक्षण हेतु एक्स-रे केर प्रयोग होइत अछि। एहि परीक्षण कें कार्डिएक कैथीटेराइजेशन सेहो कहल जाइत अछि। एहि परीक्षण मे एक पातर ट्यूब जकरा कैथेटर कहल जाइत अछि, ओकरा बैंह वा ग्रोइन(जांघ आ पेटक बीचक स्थान) मे उपस्थित रक्त वहिकाक माध्यम सँ हृदयक धमनी मे प्रवेश करायल जाइत अछि। एक तरहक रंग(dye) कें कैथेटर मे इंजेक्ट कएल जाइत अछि। ओहना स्थिति मे एक्स रे द्वारा जे फ़ोटो खिंचल जाइत अछि ओ बहुत स्पष्ट बतबैत अछि जे कोना कोना रक्तक बहाव धमनी सभ मे भ रहल अछि। कोनो रक्त प्रवाह अवरुद्धता या न्यून अवरुद्धता कें पता चलि जाइत अछि एहि परीक्षण सँ।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.२.संतोष कुमार राय 'बटोही'- लघुकथा- कनफुस्सी



**संतोष कुमार राय 'बटोही'**
**लघुकथाकनफुस्सी -**

"कान बड़ कुकुयात अछि। बुझना जायत अछि जेना कान मे किछु कुरबुरायत अछि। कान मे काठी देला सँ नीक भऽ जायब ", इ फुसफुसायत बुढिया काकी आंगन सँ निकलीही।

मिथिला मे कहबी छै कान कौवा ल" -ऽ गेल ।"
दोसरक गप करबै तँ ओहीना होएत । इ बरबरायत हमर काका गली दिस सँ दालान पर अबैत बजलाह, "बड़ दिन सँ तोरा कहैत छियौय , कनफुस्सी लकऽ नहि उड़, तँ तूँ हमरा बुरबक बुझैत छैं। 'हर बहै से खर खाय बकरी खाय अँचार' , तँ आब बुझही। ओकर हाथक तीमन तोरा बड़ नीक लगैत छलौह आओर खूब खो।"

काका काकी के दमैस कऽ कहैत छलथिन्ह,
"अहाँ कैँ कहने छलहुँ कुबरा के भीन क -ऽ दियौ से तँ केलियै नहि ।"

काका कैँ 'रेड बेल' बैज गेलन्हि कथी कहलीही " -, फेर बाज ; हमर गाछ विरीछ-, खेतखलिहान-, घरघरारी वगैरह तोहर बाप कँ छियौय - जे बाँटि दियौ? आओर भीन कऽ दियौ ? धनमा कैँ ससुर कैँ अरजल

छियैय । सिमरी वाली कैँ भतार अरजने छै।"

आगाँ आओर बजैत काका क्लिन्टन ,
" हम भी नहि करबै। जकरा जतऽ जेबाक छौ से जो। खूब छिरहारा खेलै जो। काया मे जहिया घुन लागि जेतौ तँ अबिएऐँह । हमर -उपारि.... "उपारि कैँ खैंहें।

काका काकी कैँ कहैत बजलाह , " तूंहों घंघोर जो, बड़ दिन भऽ गेलौ राजकुमार कें ऐँठ चटला। आओर उहो दुनु सार कैँ कही हमर घर -अपन दुनिया देखतै। ससुर आओरसार कैँ सोधि -खाली करत। अपन कैँ खेतै। बड़ भऽ चुकलै सरकारी सेवा। नै माधो कैँ लेना नै उधो कैँ देना।"

रेड बेल बजला देखि कऽ काकी घरारी
दिस पड़ेलीह। काका किछु दुरि हुनका पाँछा दौड़ल गेलाह रुक मादर " -" रुक।...। रूक छिनरा कैँ....रुक....के

काकी गाछी दिस निछोह भागि गेलीह। काका हकमैत ठाड़ भऽ गेलाह। बरबरैत चुप भेलाह। घरारी पर लकड़ी पर बैसलाह। कनेक देर सुस्ती क फेर दलान दिस विदा भेलाह।

अखनो धरि काका कुकुयैत छलाह , "सार सभ खाली खायत अछि आओर घर मे घुसिऐत अछि ।"

दलान सँ आंगन दिस विदा भेलाह। आंगन मे घुसैत बजलाह घर "-खाली कर तूँ दुनु । कोरोना कहिया नै खतम भेलै। परञ्च तोरा दुनु लेल करोना छेबे करै। भाग दुनु सार। दुनु झोंट कैँ निकाल बाहर। बपौती नहि छन्हि दुनु कैँ। सबहक लेल कामधंधा छै आओर तोरा दुनु लेल कामे -"नहि छै ।

कुबरा गाम पर अगहन 2020 सँ घर ओगरने छै आओर पलटु फागुन 2020 सँ बंबई सँ आयल तँ जै कैँ नाम नहि लैत छै।

कुबरा कहैत अछि जे शहर मे कामधंधा नहि छै। दिल्ली मे जै होटल मे - काज करैत छल ओकर मालिक करोना सँ मरि गेलाह। होटल बन्न भऽ गेलै।

पलटु कैँ अपन खिस्सा छै । उ आब बाहर नहि जै लेल चाहैत अछि। करोना काल मे ओकरा कोलकाता सँ पैरे आबऽ पड़लै तखन जाकऽ जान बचलै।

उ माय सँ कहैत छै चौक पर कही पापा कैँ हमरा एकटा दोकान खोलि "- "देत।

काका कहैत छथिन्ह जे ओकरा दोकान नहि चलौल हेतै। ई लबड़ा - बैठैत छै । टाका बुरा देत।-लुच्चा संगे उठैत

ई एके जिद्द पर अड़ल अछि हम बाहर नहि जायब। किछु करब त " - करब घरे पर।

करोना काल मे मृत्युकत -ांडव देखि कऽ पलटु घबड़ायल छै। नाना नहि मरहीऐं जे ओ आब शहर जायत। आब ओ मरत त गामे मे, जीबत त गामे मे। चाहे खाकऽ मरै चाहे बिन खाकऽ । शहर कें जिनगी कें नरक मानैत अछि ओ।

'बउआ कहै मौसी गाम जायब' ई कहबी कुबरा लेल सही छै। कुबरा बंगलोर, गुवाहाटी, बंबई , दिल्ली, लुधियाना, चेन्नई वगैरह घुमिघाम क-ऽ घर ओगरने छै। ओकरा कतौ नीक नहि लगैत छै। ओ हरदम घरवाली के खोंचा मे नुकाल रहैत अछि। सभ काज ओकरा लेल बेकार छै। जियत त बिंदास सँ , मरत त बिंदास सँ। कमेनीखटेनी चवन्नी खरचा रुपया। - बन्नूक राति क-जयनगर के सैफन पर बन्नूकऽ खेलाइत अछि।

ओकर कहब अछिलिखल ढेला आओर -नाचू तँ टाका लेल। पढल -

चलन नीक नहि छै। घरवाली -चोर मसियौत। चालि-फैशन नवाबी। चोर गुड़िया बन्हक राखि क-केर गहनाऽ लालहरियर पानि पीब रहल छै। -कमैत हड्डी -जयनगर करैत दिन काटि रहल छै। बाप कैँ कमैत-खजौली झलकती छै। तैँ सरिपहुँ काका केर 'रेड बेल' बजऽ लगैत छन्हि।

रतन केर काज नीक छेलै। मालिक नीक छेलै। अडानी ग्रुप सँ जुड़ल काज छेलै। अडानी के हिंडन रिपोर्टक बाद शेयर गिरऽ लगलै आओर ओकर मालिक दिवालिया भ गेलाह।

चलनी लकऽ पानि उघ्घू। ई भऽ रहल छै। फिरीशान भ कुबरा दरदर कैँ -टोकर खा रहल छै, परञ्च मोन माफिक काज ओकरा नहि भेट रहल छै। एक बरख सँ सौंसे भारत घुमि रहल अछि आओर पिकनिक अपने आप मैन रहल छै।

नीकलिखल रस्ता पर बउआइत छथि।कोनो काज नहि -नीक पढल-भेटैत छै। महँगाई सभहक नौकरी खा रहल छै। निजीकरण नौकरी खा रहल छै। आब पेट भेल सभहक पहाड़ ।

काकी कैँ कानफुस्सी कके सभ मउगी हुनका गलबजौनी बनौने रहैत छै। भरि टोल मे काकी आगि लगौने रहैत छै। के बेटखौकी हमरा घर मे नजर लगौलक। कमैत पुत घर ओगरलक। मिश्रौलिया वाला भगता सँ देखा कऽ बेटखौकी सभ कैँ घर मे अगराही लगौबै।

काका कैँ आंगन मे उत्तरदक्खिन दिस लेटा देने छन्हि। माथा लग- आगि जैर रहल छै। एकटा डाबा मे कुश राखल छै। काकी नोर पोछि रहल छथि।आब काका किनको नहि डटतिन्ह। आब ओ चुप्पी साधि लेलैथ। आब काकी केर कनफुस्सी बन्न भ गेलै।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.३.आचार्य रामानन्द मण्डल- आदर्श पुत्र



**आचार्य रामानंद मंडल**

**आदर्श पुत्र**

गोपालपुर गाम मे दूगो परिवार रहे।पुरबारी टोला मे गरीबन दास अपन पत्नी जसोदा आ बेटा फूदन दास के संगे रहे।फूदन दास गाम के प्राइमरी स्कूल मे पंचायत शिक्षक रहे।वोकर बिआह भे गेल रहे।गरीबन दास छोट मोट गृहस्थ रहलन। अप्पन खेती बारी करे।जैइमे शिक्षक रहला के बाबजूद फूदन अप्पन बाबू के खेती बारी मे संग देबे।फूदन के पत्नी अपन सास के संगे घर के काज संभाले।गरीबन दास भैंसी भी पाले। सुबह सांझ गरीबन भैंसी दूंहे त फूदन अपना गमछा से माछी के उड़ाबे आ डौंस के मारे।त जसोदा धुंआ धुकुर करे।शेष समय मे गरीबन दास भक्ति भजन करे।गरीबन दास कबीर पंथी रहलन दाढ़ी केश बढैले रहलन ।गला में तुलसी के कंठी रहे।कंठी मे एकेटा बड़का तुलसी के दाना रहे। उजर चनन नाक से उपर माथा तक रहे।आस पड़ोस मे कहीं भंडारा होय त दुनू बापते जाय। धीरे धीरे फूदन दास भी कबीर पंथ के अनुआयी भे गेल रहे।माय बाप के आज्ञाकारी रहे।वो स्कूल में भी बच्चा सभ के खूब पढाबे।वो व्यवहार कुशल रहे।

पछियारी टोला मे रामपूजन शर्मा अपन पत्नी सुमित्रा आ बेटा आशुतोस संगे रहे। रामपूजन शर्मा बगल के गाम सोनपुर के वित्त रहित उच्च विद्यालय मे सहायक शिक्षक रहलन।वो एकटा संपन्न किसान भी रहलन। आशुतोस पढे में बड़ा तेज रहे। पटना इंजिनियरिंग कॉलेज से पास कैला के बाद अमेरिका के एगो कंपनी में काज करे लागल। बाद में वहीं अप्पन सहकर्मी से प्रेम बिआह क लेलन। वहीं रहे लगनन। मोबाइल से माय बाबू से बात करैत रहलन। रुपया भेजे के कहियो जरूरत न पड़ल।

परंच सेवा निवृत्तबुढ बाप आ माय के जे पुत्र से प्रेम आ सेवा मिले के चाही वो आशुतोस देबे में असमर्थ हो गेलन। बाबू माय मोबाइल से लाख कहलन कि आशुतोस तू अब इंहा आ जा। हमरा पुतोहु के भी ले आबा।हम तोरा आ अपन पुतोहु के देखे के चाहे छी। तोरा इंहा कोन कमी हौअ। तोरा कमाय के कोनो जरुरी न हौअ।परंच आशुतोस कहे कि पापा अंहा के पुतोहु लोलिता जाय के लेल तैयार न हैय। लोलिता कहै हए कि भारत के क्लाइमेट मे हम सरवाइभ न कर पायब आ पापा वो प्रिगमेंट भी हए।

पापा हमरा माफ क दूं।हम भारत न आय पायब। रामपूजन शर्मा आ सुमित्रा बिमार पड़ गेल। बेटा पुतोहु से मोह तोरैत दुनिया से गुजर गेलन।गाम के देयाद मे के भाई संतोष मोबाइल से सभ समाचार आशुतोस के देलक। आशुतोस कहलक हम अभी बच्चा के हास्पीटल में छी। हमरा बेटा जनम लेलक हैय।एहन परिस्थिति मे तू सभ काम क्रिया कर दोहु।हम दू लाख रुपया तोरा खाता में ट्रांसफर क देउ छियौ।देयाद आ गाम के लोग सभ मिल के दुनू गोरे के एके चिता पर राखि के दाह संस्कार क देलक। मुखाग्नि देलक देयाद के भतिजा संतोष।खुब भोज भात भेल लेकिन रामपूजन शर्मा के एकलौता पुत्र आशुतोस न आयल।वोकर संपत्ति के देखरेख संतोष करैत हए।अन्न उपजा के बेच के संतोस, आशुतोस के खाता में ट्रांसफर क दैइत हए।

कुछ दिन बाद गरीबन दास बिमार पर लन।फूदन दास अपना बाबू के खुब सेवा कैलन।स्कूल से छुट्टी लेके दिन रात एक टांगि पर खड़ा रहलन। लेकिन बाबू सतलोक चल गेलन।फूदन कबीर पंथ के अनुसार अपन बाबू गरीबन दास के समाधि देलन। जैमे देयाद संगे गाम के सभ लोग भाग लेलन।साधु सत्संग भेल। भंडारा भेल।गाम के सभ लोग फूदन के बड़ाई करैत हए।भगवान फूदन जैसन बेटा सभ के देत परंच आशुतोस जैसन बेटा दुश्मनो के न देत।फूदन अपना पत्नी संग अपना माय के खूब सेवा करैत हए।फूदन आइ गाम मे आदर्श पुत्र मानल जाइत हए।

-आचार्य रामानंद मंडल सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी,*सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.४.आचार्य रामानंद मंडल- सादा जीवन उच्च विचार



**आचार्य रामानंद मंडल**

**सादा जीवन उच्च विचार**

एक दिन कमाली जी भेट करे आयल रहथि।

हम पुछली -जमशैद साहब कि हाल चल हए।

कमाली जी बजलन-वो त कोरोने कालि मे कब्र मे चल गेलन।

सरदी खांसी रहइ।

हम नि: शब्द हो गेली।हम अतीत मे खो गेली।

बीपीएससी के अनुशंसा पर प्राथमिक शिक्षक के पद पर मध्य विद्यालय, फूलवारी मे ज्वाइन कैली रहे। विद्यालय मे दूटा आउर शिक्षक

ज्वाइन कैलन।इसराफिल जी आ कमाली जी।माने कि तीन टा शिक्षक ज्वाइन कैली।उंहा पहिले सं काज करैत रहलन। प्रधानाध्यापक के रूप मे चौधरी जी आ सहायक शिक्षक के रूप में राय जी,जमशैद साहब आ नैना कुमारी।

ज्वाइन कैला के पहिलका विफेवार के प्रधान जी बतैलन आइ विद्यालय मे हाफ डे पढाई होयत आ काल्हि शुकर हए।काल्हि विद्यालय मे साप्ताहिक बंदी रहत।हम अचकचैली।शुकर के बंदी।वो बतैलन कि अपन विद्यालय उर्दू विद्यालय हए। शुकर के मुसलमान लोग जुम्मा के विशेष रूप सं नमाज पढैत हए। तइला शुकर के बंदी रहइ हए । हिंदी विद्यालय मे शनि के हाफ डे पढाई होय हए आ रविवार के बंदी रहइ हए ।हम न जानइत रही इ सब नियम कानून। हिंदी आ उर्दू स्कूल।परंच इसराफिल जी आ कमाली जी इ सभ जनैत रहलन।

सभ शिक्षक मे ढीला ढीली कुर्ता पायजामा आ साधारण चप्पल पहिरे वाला जमशैद साहब ज्यादा लोकप्रिय रहे।

गांव मे भी वो लोकप्रिय रहलन।हुनकर यही गांव मे ममहरा आ ससुरार रहे।मामी के वो ममानी बोलैत रहलन। वो गांव के हिंदू लोग स यथोचित संबंध राखैत। किनको नाना-मामा कहैत रहलन त किनको सार सं संबोधित करैत रहलन।सार-बहनोई मे मिथिला के परम्परागत गारी-गरियोअल करैत रहथि। वो विद्यालय के वो बैंक मैंसेजर रहत। गुच्छान्तर्गत माने मध्य विद्यालय से संबद्ध दूटा प्राथमिक विद्यालय के वेतन विपत्रों वोहै बनाबत आउर ट्रेज़री से लेके पेमेंट तक कराबथि। अइमे एक दिन ट्रेज़री में वितरण विपत्र जमा करे।दोसर दिन बैक से ड्राफ्ट लावे।तेसर दिन ड्राफ्ट पर प्रधानाध्यापक सं हस्ताक्षर करा के बैंक में जमा करावे। चौथा दिन बैंक सं भुगतान करावे। प्रधानाध्यापक आ जमशैद साहब कैशियर सं भुगतान लेके झोंरा मे रख के बैंक में एक जगह बैठ जाइत रहलन।सभ शिक्षक हुनका आगे अर्द्धवृताकार मे बैठ जाइत रहे। सबसे पहिले रूपया के गड्डी के गनतन। बाद मे भुगतान पंजी खोल के नाम पढतन आ नाम पुकार के भुगतान करैत आ नाम के आगा

साटल राजस्व टिकट पर हस्ताक्षर लेइत रहलन। पैचा पालट के हिसाब करैत रहलन। बैक मे दोसरो गुच्छ विद्यालय के पेमेंट होइत रहे।शिक्षक सभ के भेंट घाट होइत रहे।।पुरनका शिक्षक सभ अपन पेमेंट ले के अपन अपन घर के रास्ता पकड़ लेथि।परंच जमशैद साहब नयका शिक्षक सभ के रोक के  नाश्ता,चाय आ पान खुआ के बाजथि -आबि अंहा सभ अपन घर जाउ।नयका शिक्षक सभ के कोनो तरहक दीक्कत न होय से हुनकर चिंता रहैय। कोनो गांव के गार्जियन आइल।हुनका सभ के नयका शिक्षक सभ के परिचय कराबथि आ गर्व सं कहैत कि इ सभ बीपीएससी प्रतियोगिता परीक्षा पास क के शिक्षक बनलन हए। विद्यालय आ गांव के लेल प्रतिस्ठा के बात हए। विद्यालय के साफ सफाई, पढ़ाई आ कार्यालय कार्य सभ पर हुनकर नजर रहइन।बच्चा सभ के खुब पढाबैत आ खेलाबैत।हं,उर्दू विद्यालय के रहितो पढाई के माध्यम हिंदी भे गेल रहे।इ हालत उर्दू वा उर्दू के जानकार शिक्षक के अभाव के कारन हो गेल रहे। मुसलमान के बच्चा सभ उर्दू गांव के प्राइवेट मदरसा मे पढे। मदरसा सरकारी विद्यालय के शैक्षनिक अवधि के पहिले वा बाद में संचालित होइत रहे।

जमशैद साहब नयका शिक्षक सभ के वेतन विपत्र के तैयार करनाइ के साथ लेखा बही के संधारन संगे कार्यालय कार्य के करे के सिखावथि।आ बोलतन कि आगे अंहा सभ के काज देत। अंहा सभ उच्च योग्यताधारी छी। उच्च पद तक जायब।जमशैद साहब सादा जीवन आ उच्च विचार में विश्वास राखथि।

कमाली जी टोकलन -दयानंद बाबू।कंहा खो गेली।हम कहलियन जमशैद साहब मे खो गेली।केते निक आदमी रहतन जमशैद साहब।कमाली जी बजलैन -हं।हुनका सन आदमी आबि मिलैत कंहा हए।हमरो वो याद अबै हति।

हम पुछली -आइ कालि अंहा कंहा पोस्टेड छी।कमाली जी बजलैन - मध्य विद्यालय,हुसैना मे हेडमास्टर छी।

हम पुछली -इसराफिल जी कंहा हतन।

कमाली जी बजलैन -वो मध्य विद्यालय परिहार मे हतन।

हम पुछली -प्रधानाध्यापक चौधरी जी कंहा हति।

कमाली जी बजलैन -हमरा न पता हैय।

हम पुछली -राय जी कंहा हतन।

कमाली जी बजलैन -वो त स्वर्ग सिधार गेलन।

हम कहली -रायो जी निक लोग रहथि।

कमाली जी बजलैन -हं।

हम पुछली -नैना जी कंहा हतिन।

कमाली जी बजलैन -रिटायर्ड होके घर पर हतन।

हम पुछली -जमशैद साहब के बेटी -बेटा के कि हाल चाल हए।

कमाली जी बजलैन -बेटी के त बिआह हो गेलइ।आ बेटा उच्च शिक्षा प्राप्त क रहल हए।

नास्ता पानी क के कमाली जी चल गेलन।आइ हम प्रधानाध्यापक से रिटायर्ड होके जीवन बिता रहल छी।परंच जमशैद साहब के याद न गेल। वो धार्मिक रहतन पर कट्टर नइ रहथि। रमजान मे रोज दिन गांव मे के मस्जिद में टिफिन में इसराफिल जी आ कमाली जी के संगे जाइत रहलन। हुनकर मधुर व्यवहार , सादा जीवन आ उच्च विचार मन मे याद रह गेल।

*-आचार्य रामानंद मंडल,* सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी,*सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला*

*देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता - कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम- पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला- सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.५.आचार्य रामानंद मंडल- मैथिली साहित्य मे परिवर्तन से आस जागल



**आचार्य रामानंद मंडल**

**मैथिली साहित्य मे परिवर्तन से आस जागल**

बात शुरू करब ज्योतिश्वर से अजित आजाद तक। ज्योतिश्वर आ महाकवि विद्यापति मैथिली मे साहित्य न रचलन।वो संस्कृत आ अवहट्ट मे साहित्य रचलन। महाकवि त अवहट्ट के देसिल बयना कहलन।वोइ समय मे मैथिली भासा नामो न रहय।बाद मे एकर नाम मैथिली भासा नाम परल। अइमे भासाविद अव्राहम ग्रियर्सन के भासा सर्वे रिपोर्ट के अहम योगदान हय। परन्तु वो मैथिली के विभिन्न बोली दक्षिनी मैथिली, पच्छमी मैथिली आ ठेठी आदि के चर्चा कैलन।बाद में राहुल सांकृत्यायन दक्षिनी मैथिली के अंगिका आ पच्छमी मैथिली के बज्जिका नाम देलन आ मैथिली से अलग मानलन।२००३ मे मैथिली भासा संविधान के अष्टम सूची मे जुड़ल। हांलांकि आइ तक अंगिका-बज्जिका के भासा के दर्जा न मिलल हय। हालांकि भासा के लेल खडयंत्र जारी हय आ मैथिलियो में खडयंत्र जारी हैबे करे।महाकवि संस्कृत आ देसी बयना मे साहित्य रचलन त दूनू के प्रकृति भिन्न रखलन। परंतु बाद मे

संपादन मे देसिल बयना के संस्कृतनिस्ठ बना देल गेल।कायथ आ बाभन मिल के मिथिला पर लगभग आठ सौ वर्ष शासन कैलन।बाद के शासक मैथिली आ मैथिल पर अधिपत्य जमैलन।माने कि बाभन आ कायथ के संस्कृतनिस्ठ बोली के मैथिली आ बाभन आ कायथ के मैथिल बनैलन। बाजाप्ता मैथिल महासभा एकर घोसना कैलक।दोसर जाति के मैथिल महासभा मे प्रवेश निसेध क देलक।एकर विरोध यादव महासभा कैलन परंतु अरन्य रोदन रह के रह गेल। सबसे महत्वपूर्न इ बात भेल जे हमर बोली भासा आ तोहर भासा बोली बना देल गेल।बाद मे साहित्य अकादमी मैथिली भासा विभाग अइ सिद्धांत के प्रश्रय देलन। साहित्य अकादमी के निर्मान से २०२२तक संयोजक पद पर गैर बाभन संयोजक न बन पायल आ २०२० तक गैर सवर्न के अकादमी के मूल पुरस्कार न भेंटल।२०२१के मूल अकादमी पुरस्कार पंगु उपन्यास पर जगदीश प्रसाद मंडल गैर सवर्न के काफी विरोध के बाद मिलल। आ २०२२ के मूल अकादमी पुरुस्कार निर्विवाद रुप से  बाभन अजित आजाद के मिलल। त २०२२ मे अकादमी के मैथिली भासा के संयोजक पद पर भारी मत से पहिलवार गैर बाभन भासाविद प्रो उदय नारायण सिंह नचिकेता से निर्वाचित भेलन।अब हिनका से मिथिला आ मैथिली भासी के बड आस हय। परंतु इ कांटक ताज हय। केना मैथिली के भासा आ बोली मे सामंजस्य बैठैयतन।कारन दूनू मे साहित्य रचल जा रहल हय। जानकारी के मुताबिक अंग्रेजी के पांच शैली में अंग्रेजी साहित्य रचल जा रहल हय। मैथिली मेयो बोली न कहके शैली कहल वा मानल जाय। अकादमी के सभ कोसांग समावेशी बनाबे के आवश्यकता हय।नचिकेता जी भासाविद हतन परंतु मानक,रार आ ठेठी के मिटाबे मे मैथिली भासाविद कौकस से निपटनाइ कांटा भरल राह हय। अइ के लेल मैथिल-मैथिली भासी के पूरजोर सहयोग के आवश्यकता हय। हालांकि संयोजक पद पर अइ परिवर्तन से मैथिली साहित्य साधक आ मिथिला -मैथिली अभियानी के आस जागल हय।नव संयोजक के बधाई संगे शुभकामना।

-आचार्य रामानंद मंडल सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी,*सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला*

*देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता - कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागिरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम- पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला- सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.६.रबीन्द्र नारायण मिश्र- सरिसव बाली काकी



**<u>रबीन्द्र नारायण मिश्र</u>**

**सरिसवबाली काकी**

हम जहिआसँ मोन पाड़ैत छी,सरिसवबाली काकीकेँ ओहिना देखलिअनि । उज्जर चक-चक नुआ पहिरने माथ झपने,बहुत नहू-नहू बजैत अपन बात कहितथि । अन्हरोखेमे अपन दियादिनी बरमाबाली काकीक संगे नवका पोखरिपर स्नान-पूजा करबाक हेतु जइतथि । रस्तामे एकाधगोटे आओर संग भए जइतथिन । सभगोटे घाटपर स्नान करैत घर-बाहरक गप्प-सप्प करितथि , महादेवकेँ जल ढारितथि आ वापस घर जखन आबि रहल होइतथि तखन गामक लोकसभ ओछाओन छोड़बाक उपक्रममे रहैत । जाड़क मास रहैत तँ अधिकांश लोक घूरक सेवन करैत रहैत। भोरे-भोर चाह पीबाक चलनि ओहि समय गामसभमे नहि रहैक । मुदा केओ-केओ चाह पीबैत छलाह,से सभ अड़ेरचौकपर पहुँचि जइतथि । किसानसभ जन अढ़बए चलि जइतथि । जँ अगहनक मास अछि तँ दरबजे-दरबजे दाउन होबए लगैत। क्रमशः मौसम बदलैत,लोकक दिनचर्या तदनुकूल बदलि जाइत । मुदा सरिसवबाली

काकीकेँ नित्य ओहिना देखिअनि । माघोमासमे हुनका ओढ़ना ओढ़ने नहि देखिअनि । स्नान-पूजा कए लौटैत काल जाड़क मासमे थर-थर कपैत किछु-किछु मंत्र पढ़ैत ओ वापस अपन घर आबि जइतथि ।

हमसभ नेना रही, जबान भेलहुँ । मुदा सरिसवबाली काकी ओहिनाक-ओहिना रहथि । हुनका कहिओ भरिमोन हँसैत नहि देखलिअनि । जखन कखनो हुनकर आङन जाइ तँ ओ कोनो -ने -कोनो काजमे बाझल रहतथि। हुनकर हाथक बनाओल भोजनक प्रशंसा जतेक करी ततेक कम । कैकबेर हमरा हुनका ओहिठामसँ नोत होइत छल। आब सोचैत छी तँ सोचिते रहि जाइत छी । कतेक मनोयोगपूर्वक ओ भोजन बनबैत छलीह । आङनमे जाइते लगैत जेना कोनो बहुत पवित्र स्थानपर आबि गेल छी । सौंसे आङनमे एकटा खढ़ नहि देखाइत । सदिखन चमचम करैत रहैत छलनि हुनकर आङन ।

ओहि आङनमे गेलाक बाद एकटा अद्भुत शांतिपूर्ण वातावरण रहैत छल । कुलमिला कए चारिगोटे ओहिघरमे रहथि। भाइजी)स्वर्गीय अनुग्रह नारायण झा),सरिसवबाली काकी,बरमाबाली काकी, आ कामदेव भाइ। यद्यपि संबंधमे ओ काका लगितथि तथापि हमसभ नेनेसँ हुनका भाइजी कहैत छलिअनि । ओ काशीसँ संस्कृत पढ़ने छलाह । ज्योतिष रहथि । हमर गामक मुखिआ सेहो निर्विरोध चुनल गेल रहथि । भूदान आंदोलनमे विनोबा भावे संगे बहुत सक्रिय छलाह । एकबेर तँ ओ अपनसभटा जमीन भूदान आंदोलनमे दान कए देने रहथि। हुनका लोकनिक ओएह जमीनसँ जीविका चलैत छलनि । तेँ लगैत अछि जे भवावेशमे ओ ई काज कए देने रहथि बादमे बरमा बाली काकीक प्रयाससँ ओ जमीनसभ वापस भेल छल ।

हमर प्रपितामह स्वर्गीय गुमानी मिश्र बहुत संपन्न लोक रहथि । हुनका छओटा पुत्र आ दूटा पुत्री रहथिन । एकटापुत्र बिआहक बाद कमे बएसमे मरि गेलखिन । एकटाकेँ कोनो संतान नहि भेलनि। चारिटाकेँ संतानसभ भेलनि । एकटा कन्याक बिआह वभनगामा)जनकपुर लग ,नेपालमे} रहनि । दोसर कन्याकेँ बिआहक बाद गामे बसाओल

गेलनि । ओहि समयमे बेटीकेँ बसेनाइ,गाममे भगिनमानकेँ राखब, गौरवक बात बूझल जाइत छल । हुनका जमीन,कलम,पोखरि सभचीजमे हिस्सा देल गेल रहनि । हुनका तीनटा पुत्र भेलनि। ओहिमेसँ एकटा रहथि भाइजी। दोसर रहथि-स्वर्गीय जगदीश झा । ओ वाटसन इसकूल मधुबनीमे पढ़ैत रहथि । गेनखेलीमे नाम केने रहथि । मुदा कमे बएसमे टीबी बिमारीसँ हुनकर मृत्यु भए गेलनि। हुनके पत्नीकेँ हमसभ बरमा बाली काकी कहिअनि ।)बरमा बेतिआ लग कोनो गाम छैक ।) हमसभ नेनामे हुनकर एकटा ग्रूपफोटो देखने रही जे हुनकर परिवार लगमे हुनकर एकटा निसान छल । गेनखेलीमे ओ बहुत रास तगमासभ जितने रहथि। सेहो हमसभ नेनामे देखने रही। बरमाबाली काकी बहुत जोगा कए ई दुनू बस्तु रखने रहथि । हुनका एकटा पुत्र छथि कामदेव भाइ । बाबाक बहिनक नाम रहनि दुर्गा दाइ । दुर्गा दाइक तेसर पुत्रक बिआह सरिसवबाली काकीसँ रहनि। हम कहिओ हुनका नहि देखलिअनि । लोकसभ कहैत जे ओ बिआहक किछुए दिनक बाद टीबी बिमारीसँ मरि गेलथि । तकरबाद सरिसवबाली काकी विधवा भए गेलीह । हुनकर सौंसे जीवन ओहिना उजरा सारी पहिरने बीति गेलनि।

हम जखन कखनो ओहि आङन जाइ,सरिसवबाली काकीकेँ काजे करैत देखिअनि । घरक काजसँ जखन फुरसति होनि तँ चरखा काटथि । ओहि समयमे चरखा चलेबाक एकटा हवा बहल रहैक । हमरसभक गामेमे खादी भंडार रहैक । ओहि माध्यमसँ कतेको गरीब महिलासभक गुजर होइत छलैक । महिला कत्तिनसभ महीन सँ महीन ताग काटथि । जतेक महीन ताग तकर ततेक बेसी दाम भेटितैक । ताग कतेक महीन भेल तकर निर्णय खादी भंडारक कार्यकर्ता करैत छलाह । चरखासभ सेहो कैक प्रकारक होइत छलैक । सभसँ पैघ चरखाकेँ अंबर चरखा कहल जाइक । ओहि चरखामे एकहि संगे कैकटा सूत निकलैत छल । ओकरा चलबएमे बेसी परिश्रम जरूर होइत छल मुदा सूतक उत्पादन सेहो कैक गुना बेसी होइत छल । कत्तिनसभ अपन-अपन सूत खादी भंडारमे जमा कए देथि आ तकरा बदलामे बेसीकाल खादी कपड़ा देल जाइत छल । टाका कमे काल दैत छल । एहि तरहसँ कठोर परिश्रम

कए ओ सभ अपन देह झपैत छलीह आ पेटो भरैत छलीह । सरिसवबाली काकी आ बरमा बाली काकी दुनूगोटे अंबरक चरखा चलबैत छलि ।

सरिसवबाली काकीक स्वरमे अद्भुत मधुरता रहनि । भगवतीक गीत,बिआहक समयक गीत ,वरक परिछन आ बेटीक जेबा काल समदाउन ओ ततेक मधुर गबैत छलीह जकर वर्णन करब मोसकिल अछि ।

हुनकामे सामाजिक काजमे मदति करबाक जबरदस्त प्रबृति छलनि । ककरो घरमे बिआह,उपनायन होइत तँ ओ दिन-राति एक कए दितथि । उपनयनक मरबामे लिखिआ-पढ़िआ करबामे हुनका महारत छल । सौंसे मरबामे तरह-तरहक चित्रसभ हाथसँ बनबैत छलीह । आजुक समय रहैत तँ हुनकर एहि प्रतिभासभकेँ समाजमे प्रचार होइत ,हुनका किछु आर्थिक लाभो होइतनि । मुदा ओहि समयमे से सभ तँ नहि रहैक । मधुबनी चित्रकलाक प्रचार-प्रसार भेलैक जरूर मुदा बहुत देरीसँ । ताबे हुनका सन-सन कतेको मौलिक कलाकारसभ साधना करैत-करैत एहि संसारकेँ छोड़ि देलथि।

गाममे ककरो बेटीक बिआह होइतैक तँ मधुश्रावणीमे कनिआकेँ खिस्सा कहबाक हेतु ओ जाइत छलीह । हुनका सभकिछु कंठाग्र रहनि । लग-पासक महिलासभ बैसितथि,कनिआ बैसितथि , जँ वर आएल छथि तँ ओहो बैसितथि आ सभगोटे नियमपूर्वक हुनकर खिस्सा सुनितथि ।

मधुश्रावणीक समाप्तिपर जे विध-व्यवहार होइक से सभ ओ करबैत छलीह । बदलामे हुनका की भेटैत छलनि? जँ कनिआक सासुरसँ हुनको लेल नुआ आबि गेल तँ से हुनका भेटि जाइत छलनि नहि तँ फोकला । मुदा हुनका एहिसभसँ निर्लिप्त देखिअनि । जेना ओ एहि पृथ्वीपर चुपचाप सभकिछु सहि जेबाक हेतु आएल होथि । कहिओ ककरो कोनो तरहक प्रतिवाद नहि,आग्रह नहि,इच्छा-अभिलाषा नहि ।

कैकबेर पाबनिसभमे हुनका अपना ओहिठाम किछु-किछु बनबैत देखिअनि । जेना तिलासंक्रांतिमे चुरलाइ बनबएमे ओ हमर माएकेँ मदति करितथि । एहि काजमे तँ बरमाबाली काकी सेहो लागल देखिअनि । सभगोटे गप्प-सप्प करितथि आ चुरलाइओ बनबैत रहतथि । एहि तरहे छिट्टाक-छिट्टा चुरलाइ बनैत छल आ हमसभ तकरा कतेको दिन धरि खाइत रहैत छलहुँ ।

सरिसवबाली काकीकेँ अपन कोनो संतान नहि रहनि । भाइजीकेँ सेहो अपन कोनो संतान नहि रहनि । हुनकर पत्नी कहि नहि कहिआ शुरुएमे मरि गेलखिन । कहाँदनि हुनकासभकेँ एकटा पुत्र भेल रहनि जे दस वर्षक भए कए मरि गेलथि । बरमा बाली काकी सेहो शुरुएमे विधबा भए गेलथि । मुदा संयोगसँ हुनका एकटा पुत्र भेल रहथिन-कामदेव भाइ । तीनू फरिकेनमे  ओएहटा संतान रहथि । साल भरि पहिने अस्सीसालक बएसमे हुनकर मृत्यु भए गेलनि । । हुनका भरल-पुरल परिवार छनि । सरिसवबाली सभदिन हुनके अपन संतान बूझि जीबि गेलीह । कहिओ ककरोसँ किछु अपेक्षा नहि। भगवान छोड़ि केओ मदति केनहार नहि । कहिओ काल हुनका माएक लग नोर पोछैत देखिअनि । साइत मोनमे गड़ल कष्ट असह्य भए जाइत होनि। कतहुँ तँ ओकरा अभिव्यक्ति चाहैत छलैक ।

नौकरीक क्रममे हम बाहर चलि गेलहुँ । एकदिन सुनलिऐक जे सरिसवबाली काकी नहि रहलीह ।  सदा-सर्वदाक लेल एकटा दुखी आत्मा एहि संसारकेँ छोड़ि गेलीह । बिना किछु कहने,बिना किछु मंगने ।

*-रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम: स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम: स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस: ६९ वर्ष, पैतृक ग्राम: अड़ेर डीह, मातृक: सिन्घिआ ड्योढ़ी, वृति: भारत सरकारक उप सचिव (सेवानिवृत्त), स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवानिवृत्त), शिक्षा: चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक, प्रकाशित कृति:*

*मैथिलीमे: प्रकाशन वर्ष:२०१७ १.भोरसँ साँझ धरि (आत्म कथा),२. प्रसंगवश (निवंध), ३.स्वर्ग एतहि अछि (यात्रा प्रसंग); प्रकाशन वर्ष:२०१८ ४. फसाद (कथा संग्रह) ५. नमस्तस्यै (उपन्यास) ६. विविध प्रसंग (निवंध) ७.महराज(उपन्यास) ८.लजकोटर(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०१९ ९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह) ११.मातृभूमि(उपन्यास) १२.स्वप्नलोक(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२० १३.शंखनाद(उपन्यास) १४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)१५.ढहैत देबाल(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२१ १६.पाथेय(संस्मरण) १७.हम आबि रहल छी(उपन्यास) १८.प्रलयक परात(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२२ १९.बीति गेल समय(उपन्यास) २०.प्रतिबिम्ब(उपन्यास) २१.बदलि रहल अछि सभकिछु(उपन्यास) २२.राष्ट्र मंदिर(उपन्यास) २३.संयोग(कथा संग्रह) २४.नाचि रहल छलि वसुधा(उपन्यास) २५.दीप जरैत रहए (उपन्यास)।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.७.कुमार मनोज कश्यप- ढीठ



**कुमार मनोज कश्यप**

**१ टा लघुकथा**

ढ़ीठ

ट्रेन खुजिते स्टेशन पर भीड़ खतम हुअऽ लागल छलै। एकटा महिला अपन नेना के कोरा मे लेने सुगा-मेना बना घुमा-घुमा कऽ खोएबाक यत्न कऽ रहल छलीह। मुदा नेना छलै कि खेबा लेल किन्नहुँ तैयार नहिं.... मुँहे छीप लै ... आ कोरा सँ उतरबाक हेतु प्रयासरत! खोएबाक प्रयास मे असफल भेला पर स्त्री के चेहरा पर कखनो-कखनो तामसक रेख बिजलौका जकाँ चमकि जाई; मुदा क्षणे मे विलोपित सेहो भ' जाई। ओ ओकरा नव-वस्तु वा लोक के देखा-देखा पोल्हबै जे कहुना एको-दू कौर आर खा लै। सफलता-असफलता के ई खेल चलिते छलै कि सहसा मैल सऽ कारी चिक्कट भेल अर्धनग्न देह, जाड़ सऽ दाँत कटकटबैत, बेर-बेर खसैत पोंटा सुड़कैत एकटा पाँच-छौ साल के छौंड़ा याचना मे आँजुर जोड़ने ओहि स्त्री के बाट छेकि लेलकै। "हट्ट .......कल्लर!!! केहन ढ़ीठ लगा कऽ ठाढ़ अछि! सपरतीभ ने देखियौ! भागै छैं कि नहिं ....... एखने लतिया देबौ। छुतहर नहिं तन!! माय-बाप जनमा कऽ छोड़ि देलकनिहैं भीख माँगै लै।

जो जे जनमेलकौ तकरे खो गऽ ...।" स्त्री तामसे बजैत रहलीह। मुदा ओ छौंड़ा ओहिना निर्विकार याचना मे ठाढ़।

"मम्मी! हमरा भूख नै अछि तैयो आहाँ मुँह मे ठुसै छी। ओ खाई लै माँगैयै तैयो ओकरा नै दै छियै?' नेनाक प्रतिवाद सुनि कुपित ओ स्त्री 'हुँह .........!!! ' कहैत नेना के कोर सऽ एक कात उतारि बाटी मे बाँचल सामग्री रेलक पटरी पर फेकऽ लागल रहथि।

ओ छौंड़ा एखनो ओहिना एक टक बाटिये दिस देखि रहल छल।

-**कुमार मनोज कश्यप, सम्प्रति**: भारत सरकार के उप-सचिव, **संपर्क:** सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व (दिल्ली हाट के सामने), नई दिल्ली-110023 मो. 9810811850 / 8178216239 ई-मेल : writetokmanoj@gmail.com

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२.८.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (खेप-१५)



निर्मला कर्ण (१९६०- ), शिक्षा - एम् ए, नैहर - खराजपुर,दरभङ्गा, सासुर - गोढ़ियारी (बलहा), वर्त्तमान निवास - राँची,झारखण्ड, झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभाग मे बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पद सँऽ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन।

मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण, मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण

अग्नि शिखा (भाग - १५)

**पूर्व कथा:**

पुरंदर आ पुरूरवा क एक संग दानवगण सऽ युद्ध करवाक लेल मिलाप होय के सूचना भेटला पर पर दानवराज केशि अत्यंत कुपित होइत अछि I ओ एहि बेरक युद्ध में दुनू के पराजित कऽ अपन भृत्य बनेवाक दृढ़ निश्चय करैत अछि I

**आब आगू:**

मणि,माणिक,रत्न एवं स्वर्ण जड़ित पर्यंक पर सुतल सुतल पुरूरवा अन्यमनस्क सन होमय लगलाह I ओ एक भृत्य के माध्यम सऽ अमरपुर भ्रमणक अपन अभिलाषा इंद्र के प्रेषित कयलन्हि I इंद्र अत्यंत प्रसन्न भेलाह I ओ राजाक संगे स्वयँ चलवाक प्रस्ताव कयलन्हि I रथ प्रस्तुत भेल I दुनू गोटे ओहि रथ पर बैस गेलाह I अश्व तीव्र वेग सऽ चलऽ लागल I पहिले राजमार्ग पर रथ भागैत रहल,पुन:एक चौक आयल जाहि ठाम सऽ रथ एक अन्य दिशा में घूमि गेल I आब मार्ग के दुनू कात में उन्नत वृक्ष दृष्टिगत भऽ रहल छल I ओहि वृक्ष में पारिजात,कल्पवृक्ष समेत विभिन्न प्रकारक अन्य अनेकों वृक्ष छल,जे देखवा में अत्यंत मनोहर लागि रहल छल I रथ किछु देर तक चलैत रहल तत्पश्चात इन्द्रक संकेत पाबि

ठमकि गेल।

इन्द्र पुरूरवा के रथ सऽ उतरवाक संकेत कयलन्हि। पुरूरवा रथ सऽ उतरि गेलाह l दुनू आब नंदनकानन के दिशा में प्रस्थित भऽ रहल छलाह l इन्द्र मार्गक दुनू कात लागल वृक्ष सबहक फलपुष्प के विषय में जानकारी पुरूरवा के दऽ रहल छलाह l

उद्यान के मध्य में अनेक स्वर्ण निर्मित सिंहासन अवस्थित छल l ओहि में सऽ दूटा सिंहासन पर ई दुनू बैस गेलाह । सारथी सऽ इन्द्र किछु कहलन्हि,सारथी चलि गेल । किछु देरी के बाद किछु दिव्य फल पुरूरवाक समक्ष सारथी प्रस्तुत कयलक l एक फल पुरूरवा खेलथि। फल खाइतहि मात्र ओ अपना में स्फूर्ति के अनुभव करऽ लगलन्हि l ई फल के खाइतहि मात्र हुनक शरीर में अपरिमित शक्ति के संचार होमय लागल l पुरूरवा एहि अनुभव सऽ आश्चर्यचकित भय गेल छलाह । इन्द्र के संग समसामयिक विषय पर चर्चा करैत रहलाह किछु काल धरि । तत्पश्चात ओ अपन समक्ष के रमणीक विहंगम दृश्य पर दृष्टिपात कयलन्हि। निकट में एक रमणीय सरोवर छल,जाहि में भांति-भांति के पुष्प मुकुलित छल। ओ सभ पुष्प पृथ्वीक पर अलभ्य छल l

पुरूरवा ओहि सरोवरक दिशा में प्रस्थान केलथि, इन्द्र अपना स्थान पर बैसल एक पुष्पक सुरभि सऽ अपना के प्रफुल्लित करवा में व्यस्त छलाह l सरोवर के निकट पहुँचि पुरूरवा चारु दिशा में दृष्टिपात कएल,मुदा हुनका अन्य कोनो जीवक उपस्थिति के आभास नहि भेलन्हि । ओ पुष्कारिणी के घाट पर बैस अपन दुनू पैर के जल में डुबा लेलथि l हुनका अत्यन्त आनंदक अनुभूति भेलन्हि l पुष्कारिणीक मनोहर दृश्यावली के अवलोकन में व्यस्त पुरूरवा एहि बात सऽ अनभिज्ञ छलाह कि दूटा सुंदर नेत्र हुनका निर्निमेष निहारि रहल छल। ओहि नेत्रक स्वामिनी के मुग्ध दृष्टि हुनक शरीर के छू रहल छल l

उर्वशी चित्रलेखा के संगे ओहि पुष्कारिणी में स्नान करवा हेतु आयल छलीह ,मुदा हिनका सबहक रथ के देखि एक झुरमुट के निकट चित्रलेखा के संग चुपचाप बैस गेलीह । उर्वशी अपन दृष्टि उठा कऽ जतेक बेरि पुरूरवा के देखथि हुनक सुंदरता में हुनका ओतबहि अधिक अभिवृद्धि दृष्टिगत होइन्ह। ओ भाव विमुग्ध भऽ उठलीह । चित्रलेखा उर्वशी के मोनक भाव पढ़वाक प्रयास कयलथि,मुदा असफल रहलथि । ओना

उत्सुकता तऽ हुनको छलन्हि पुरुरवा के देखवाक l उर्वशी अपन स्वर केअत्यन्त धीमा करैत बजलीह चित्रलेखा संऽ -

"वाह कतेक सुंदर रुप छन्हि ,कतेक बलिष्ठ दुनू भुजा l कतेक उन्नत हृदय-स्थल l पौरुष में तऽ पुरूरवा बढ़ल -चढ़ल छथि l देवर्षि नारदक प्रशंसा सऽ अधिकहि पाबि रहल छी सखि।"

"हँ ! तों सत्ते कहलह सखि! एहन पुरुष तऽ हमहूँ आई धरि नहि देखने छलहुँ l अपन राजा इन्द्र पर्यन्त एहन नहि छथि।" चित्रलेखा सेहो अभिभूत छलीह।

"हुँऽऽऽऽ इन्द्र तऽ हिनक पगधूलि के बराबर नहि छथि।"

किछु क्षण ओतह बैसला उपरान्त चित्रलेखा बाजि उठलीह- "हमसब कखन तक बैसल रहब एतह, चलऽ सखि मानसरोवर पर अपना सब स्नान कऽ ली।"

" नहि-नहि! एतहि बैसऽ ने किछु देरी,आर दोसर ठाम किएक जयबह ?" उर्वशी चित्रलेखा के रोकैत बाजि उठलीह।

उर्वशी पुरूरवा के देखबा में अपना के विस्मृत केने छलीह । हुनक ह्रदय में मधुर-मधुर सन किछु दर्दक अनुभूति भऽ रहल छलन्हि l हुनक मोनक दशा विचित्र छल। एक मोन में इच्छा होइन्हि पुरूरवा के देखिते रऽही। दोसर मोन कहन्हि शीघ्र पुरुरवा के हृदय सऽ लपटाय हुनका आलिंगनबद्ध कऽ लथि l ओहि दशा में समय व्यतीत होइत जाय l मुदा हुनक एहि इच्छाक पूर्ति भेनाई संभव नहि छल l ओ तऽ मात्र मोनक कल्पना छल!जे मोनहि में रहल!

पुरूरवा उठि कऽ ठाढ़ भऽ गेलाह। ओ एक गोट सुंदर पुष्प अपन हाथ में नेने इन्द्र के दिशा में प्रस्थान केलथि -

"अत्यन्त सुंदर उद्यान अछि अपनेक" - भाव विभोर होइत पुरूरवा इन्द्र सऽ कहलथि। इन्द्र मात्र बिहुँसैत रहलाह l तत्पश्चात पुरूरवा आपस जयवा हेतु उद्यत भऽ गेलाह l इन्द्र स्वयं आपस जयवा हेतु व्यग्र छलाह। ओ अपन अनेक आवश्यक कार्य छोड़ि कऽ एतह आयल छलाह l युद्धक तैयारी वास्ते उचित निर्देश जे देमऽ के छलन्हि हुनका अपन सेना के l दुनू गोटे रथ पर आरूढ़ भऽ पुनः आपस चलि भेलाह, - इन्द्रक नगरी अमरावतीक दिशा में l

------

सैन्य व्यूह रचल सुसज्जित देवतागणक रथ,घोड़ा,हाथी सभ प्रस्थान केलक l पुरूरवा अपन विष्णु प्रदत्त रथ पर विराजमान छलाह l ई रथ इन्द्रक रथ सs अधिक सुंदर छल l सेना के प्रयाणक काल शची इन्द्र के रोली,अक्षत,गोरोचन आदि के मंगल टीका लगौलन्हि l पुरूरवा सुंदर अप्सरा सभ के देखि रहल छलाह जे सभ प्रमुख देवगण के मंगलटीका लगा रहल छलीह l ओहि सितारा सम जगमगाइत अप्सराक झुण्ड में हुनक दृष्टि एक पर जाकs स्थिर भय गेल! जेकरा ओ मुग्ध दृष्टि संs देखिते रहि गेलाह - ओ छलीह विस्तृत व्योम में सिताराक मध्य चन्द्रमा सन जगमगाइत !अप्सरा सभ में श्रेष्ठ "उर्वशी"!

उर्वशी मंगल टीका मात्र पुरूरवा के ललाट पर लगौलीह। उर्वशी सs मंगल टीका लगाबय हेतु पुरूरवा के झुकs पड़लन्हि। बिहुँसैत राजा उर्वशी के कहलथि - "ई नृप आई धरि कतहु नहि झुकल l मुदा अज्ञात अप्सरे ! एक मात्र आहाँ छी जनिकर सम्मुख ई राजा आई नतमस्तक भेल अछि।"

उर्वशी राजा दिशि देखलथि दुनू के दृष्टि एक दोसर संs क्षण मात्र के लेल मिलल आ पुरूरवा अपन दिल उर्वशी के जादू भरलआँखि में डुबैत अनुभव करs लगलाह l उर्वशी मधुर स्वर में कहलनि -

"कतहु नहि झुकs वला राजा के अपन सम्मुख झुकल पाबि हम अपना के अत्यंत सौभाग्यशालिनी मानैत छी। आई हम धन्य भs गेलहुँ | हम एकर सम्मान रखवाक पूरा प्रयास करब l हमर कामना रहत जे नृपति पुरूरवा हमर अतिरिक्त अन्य केकरो समक्ष नहि झुकथि।"

नृप देखलथि,उर्वशीक नेत्र पनियायल छल! हुनक हृदय कसकि उठल! अन्तस् चित्कार करs लागल! दिल में इच्छा भेलनि ओहि सुंदरीक नेत्र कमल के मुक्तक के अपन उत्तरीय के शोभा बना लेथि! मुदा ई एखनि संभव नहि छल l दिल तs हुनक आर बहुत किछु कहैत छलनि - मुदा ओ सभ किछु समयोचित नहि छल। आई पुरूरवा अपना के लुटायल-हेरायल सन अनुभव कs रहल छलाह! एक बेर अपन समक्ष उठल उर्वशीक ओहि नयन में अपना वास्ते प्रेम,अपनापन,आर कतेको भाव देखि लेलथि पुरूरवा l आई पुरूरवाक ब्रम्हचर्य हुनका जीर्ण भवन सम धराशाई होइत अनुभव भेलनि l

मात्र एक बेर उठल ओ नेत्र-कमल पुरूरवाक हृदय में प्रेमक सागर प्रवाहित कऽ देलक I उर्वशी के प्रति प्रेम हुनक दिल में हिलकोर मारऽ लागल। ओ अपन करेज के अपना हाथे थामि कऽ रथ में प्रविष्ट भेलाह I रथ में प्रविष्ट भेलाक पश्चात ओ देखऽ चाहलथि उर्वशी के ! मुदा ताऽ धरि ओ थाल एक मंच पर राखि अप्सराक भीड़ में कतहु गुमि गेल छलीह।
एम्हर उर्वशीक हृदय अपन वश में नहि छलनि I ओ विरह-वेदना सऽ व्यथित भऽ उठल छलीह I हृदय में एक हूक सन उठि रहल छलनि I किछु काल धरि ओ अपना के संयत रखवाक प्रयास केलनि ,मुदा सब व्यर्थ भेल । ओ अपना के सम्हारि नहि सकलीह आ आखिर में चेतनाहीन भऽ धराशाई भय गेलीह I उर्वशीक स्थिति अत्यन्त सोचनीय भय गेल अछि, हुनक बीमारी गंभीर अछि,ई समाचार मात्र अप्सरा तक सीमित नहि रहल I सबहक संग पुरूरवाक कर्ण गोचर भेल ई बात I हुनका ज्ञात भऽ गेलनि ई प्रेम अग्नि के ज्वाला मात्र हुनके भस्म नहि कऽ रहल छनि,उर्वशी पर्यन्त एहि ज्वाला सऽ विदग्ध भेल छथि I ई प्रेमाग्नि दुनू के ह्रदय में एक समान प्रज्वलित अछि I
एम्हर इन्द्र उर्वशीक ई स्थिति देख एक अप्सरा के हुनका उठाकऽ हुनक कक्ष में लऽ जाई के वास्ते एवं उचित चिकित्सा कराबय के संकेत केलनि I ओ एहि घटना के अमंगल सूचक बूझऽ लगलाह I परंच ओ युद्ध के स्थगित करवा में असमर्थ छलाह। किएक त युद्ध प्रयाणक उचित मंगल लग्न केर लग्न-संकेत पुरोहित केलनि I ताहि संऽ क्रोधाविष्ट इन्द्र सब के युद्ध हेतु प्रयाण करवाक वास्ते कहलनि I दु:ख में विह्वल होइतहूँ पुरूरवा इन्द्र के संगे-संगे युद्ध के वास्ते प्रयाण कयलथि I

क्रमशः

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.९.जगदीश प्रसाद मण्डल- मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास एगारहम पड़ाव)



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास)**

**एगारहम पड़ाव**

सत्तैर बर्खक अवस्थामे कामेसर पहुँच गेला अछि। सरकारी सेवा तँ रहलैन नहि जे अवकाशक संग पेंशन भेटितैन। जेते वेतन तेते ड्यूटी तँ करइ पड़ि रहल छैन।

लगातार बारह घन्टा ड्यूटी केलाक पछाइत कामेसर डेरा पहुँचला। चूरम-चूर जहिना देह भेल छैन तहिना काजक ओझराहटिसँ मनो भइये गेल छैन। परिवारमे मात्र दुइये गोरे छैथ, अपने आ पत्नी। पाँचो बेटी अपन-अपन सासुर बसै छैन आ समुचित जिनगी नहि भेटने बेटा, गुलाब दिल्लीमे रहै छैन।

समुचित जिनगीक माने भेल जे जखन गुलाब स्कूलमे जाइ-जोकर भेल तखन कामेसरक आर्थिक स्थिति पतरा गेल छेलैन। ओना, बेटाक जन्मक उपलक्ष्यमे नीक जकाँ भोज-भात केने छला आ भोज खेनिहारो सभ माथपर हाथ दैत कहने रहबे करथिन जे 'बौआ पितोसँ पैघ पदो पेबह

आ पैघ इंजीनियरो हेबह.!' मुदा जहिना वायु स्वरूप वचन छेलैन तहिना वायुमे मिलि वायुमण्डल बनि गेलैन। एकलौता बेटा होइक कारणेँ, दुनू बेकतीक माने माता-पिताक पूर्ण इच्छा रहैन जे गुलाबकेँ नीक रहन-सहन आ नीक शिक्षा दियाबी मुदा जीवनक आर्थिक प्रवाह तँ कामेसरक सुखि गेल छेलैन, तँए विचारक धार सेहो म्रियमाण होइत ओतए पहुँच गेलैन जैठाम बेटाक प्रति सेवाक भावना मनमे भरपूर रहितो कामेसर नहि कऽ सकला।
डेरा पहुँचिते कामेसर देखलैन जे पत्नी दर्दसँ छटपटा रहली अछि, कियो देखनिहार नहि जे डॉक्टरो बजा अनितैन। थकानसँ कामेसरक देह अपने चूरम-चूर भेल, बेहोशीक अवस्थामे, दुनू आँखिसँ नोर टघरए लगलैन। अपने मन कहए लगलैन जे जिनगीक कोन मोड़पर, कोन रस्ता छुटल आ कोन पकड़ाएल से अखनो नहि बुझि पेब रहल छी। पुन: अपने मन कहलकैन, पचास बर्खसँ ऊपर धरिक ने अपन विचारक जिनगी छल, मुदा पछातिक तँ पत्नीक विचारक रहल। ओहो ने स्नातक छथिए।
हारल-थाकल कामेसरक मुहसँ अपने निकललैन- "यएह छी जीवन, कानि जीबू कि हँसि जीबू.!"

(समाप्त)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१०.जगदीश प्रसाद मण्डल- सिमानक झगड़ा



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**सिमानक झगड़ा**

आजुक एहेन परिवेश बनि गेल अछि जे जेमहर ताकू तेमहर सीमानेक झगड़ा उठि रहल अछि। से कहब जे अपने सभक बीच अछि आ दुनियाँक आन देशमे नहि अछि, सेहो बात नहियेँ अछि। सभकेँ अछि। कबीर दास यएह ने कहने छैथ, 'दो पाटन के बीचमे बाँकी बँचे ने कोइ।' जखने दूटा पाटन हएत तखने दुनूक अपन-अपन ओकाइतिक सीमा हेबे करत। कहब जे शून्य सीमा विहीन अछि। मुदा कोनो शब्द ओहिना नइ ने उठिकऽ ठाढ़ होइए, ओकरो आधार (वस्तु) चाही। जँ शून्य शून्य होइत तँ शून्य शब्द केना बनैत। खाएर जे से, अखन शून्यक प्रश्न नहि, अखन अंकक प्रश्न अछि।

चाहे अपना लगसँ दुनियाँकेँ देखू आकि दुनियाँक बीचसँ अपनाकेँ देखू, बात बराबरे बुझि पड़त। ई तँ बुझल बात अछिए जे जैठाम अपने ठाढ़ छी तैठामसँ पूब दिस तकैत-तकैत पच्छिम होइत लगमे पहुँच जाएब तहिना पच्छिमसँ तकैत-तकैत पूब होइत पूबे-पूब होइत लगमे पहुँच जाएब। तहिना उत्तरो-दच्छिनक बीच सेहो अछिए...।

दलानपर असगरे बैसल देवनाथक मन घोर-मट्ठा होइत रहइ। जहिना

फरिच्छ पानिमे दुनियाँक शकल साफ देख पड़ैत, तहिना घोर-मट्ठा पानिमे घोराएल-मटियाएल देखाइये पड़ैए। एहेन घोराएल-मटियाएलमे अपनेकेँ देख लेब आकि आनेकेँ देख लेब, ओते असान थोड़े अछि जेते बुझै छिऐ। एकर माने ईहो नहि जे नहियेँ देख सकै छिऐ। तइले ओहन आँखिक इजोतक ने खगता अछि जे मटियाएलोकेँ फरिच्छ आँखिये फरिछा सकइ। ओना, कहबी छै जे 'जखन जागी तखने भोर', मुदा एहनो तँ सम्भव अछिए जे ओकरा बुझै-करैमे हजारो-लाखो बरख सेहो लगि सकैए। कहब जे एहनो अकरहर केतौ भेल अछि.? हँ भेले नइ अछि सोझोमे अछि। बुझल बात अछिए जे लाखो बरख पूर्व मनुक्ख ऐ धरतीपर आएल, सभ किछु लऽ कऽ आएल, माने मनुक्खक सभ अंग-प्रत्यंग। तैठाम की ई फूसि अछि जे ने मनुक्ख अपन देहक सभ अंग देख-बुझि सकल अछि आ ने दुखसँ निवृत्त हेबाक रोगेकेँ पकैड़ सकल अछि। कहब जे शरीरक की रोग? जेकर अनुसन्धान अखनो विद्वज्जन माने डॉक्टर सभ डॉक्टर भेला पछाइत पुन: अपनाकेँ शोधकर्ता बनि ताकि-ताकि अनै छैथ।

विचारक बोनमे देवनाथ असगरे राम-लक्ष्मण-सीता जकाँ बोने-बोन वौआइत-ढहनाइत, मुदा ने बोनक ओर भेटइ आ ने छोड़ देखइ आ ने बनवासीएकेँ केतौ देख पबइ। देखियो पेब केना सकैत, बनि कऽ बास करब आकि बास करिकऽ बनब। ई प्रश्न तँ अछिए। सम्भवो आ सुलभो अछिए। सब देखते छी जे वएह सीमेन्ट-बालु पुरुखोक रूप बना ठाढ़ करैए आ मौगियोक रूप बनैबते अछि। एकर माने ई नइ बुझब जे पुरुखो मौगियाह होइए आ मौगियो पुरुखाह होइए। यएह दुनियाँक रीति ने प्रीत, बेपीरित, कुरीत, सुरीत सभ बनबैए। बुझल बात अछिए जे सीमेन्ट-बालु निरजीव अछि मुदा केहेन निर्माता अछि जे सजीवोकेँ निरजीव बना दइए आ निरजीवोकेँ सजीव। जेना विचारक बोनमे विचारीक सहयोग भेटने बनक विचारक बाट भेटैए, तहिना एक-दोसराक सहयोगक खगता आ ओकर पूर्ति भेला पछातिक पूर्ति, केना आ केहेन होइए से तँ वएह बुझै छैथ, जे पेलैन अछि।

घोराएल-मटियाएल-नोनियाएल-बोनाएल आ सुखाएल विचारक वनमे देवनाथक मन एते उदिग्न भऽ गेलै जे एकाएक उठिकऽ विचारक कबुला करैत श्यामलाल काका ऐठाम विदा भेल। रस्तामे केतए कटारि-मटारि

छल आकि खढ़-पात जमल छल आकि चलैत-चलैत जे चिक्कन बाट बनि जाइए, से छल, से सभ देवनाथ किछु ने बुझलक।
श्यामलाल कक्काक समय प्रश्नोत्तरीक रहैन। प्रश्नोत्तरीक समयक माने भेल विचार-विमर्शक बीच, अहाँक प्रश्न आ श्यामलाल कक्काक उत्तर। एकर माने ई नइ भेल जे जँ अहाँक प्रश्न कोनो घटना-विशेषसँ अछि तँ ओइ घटनाक जीवन्त गवाह भेला। जीवन्त घटनाक गवाह ओ हेता जे आँखिसँ देखलैन। घटनाक प्रवाह अछि, जे केतौ-केतौ पाछूसँ अबैत ओकर विकसित रूप होइए तँ केतौ-केतौ वर्तमानक स्वरूप सेहो होइए। ओना, कल्पना स्वरूप भविष्योक अनुमान लगौनिहारक कमी सेहो नहियेँ अछि। सभ अपन-अपन अनुकूल भविष्य वक्ता सेहो अछिए। बुझल बात अछि जे अहाँ पान साए एकावन रूपैआक एकटा ताबीज कीनि डोराडोरिमे पहीरि लिअ, सरस्वती माता अहाँकेँ दहीन भऽ जेती, अखन बाम छैथ। खाएर जे अछि, जाबे तक भेड़ियाह बुधि रहत ताबे तक अहिना भेड़िया धसान होइते रहत।
श्यामलाल काका आ रघुवीर भाय दरबज्जापर बैसल ठहाका मारि हँसि रहल छला। दुनूक हँसी देख देवनाथक मनमे सेहो दुनू रंगक विचार उठि गेलइ। पहिल उठलै जे हमरे देख दुनू गोरे हँसि रहला अछि। दोसर उठलै जे जँ कहीं गप-सप्पक क्रममे ओइ सीमानपर पहुँच हँसल होथि, जे हँसै-जोकर होइन। ओना, हँसबो-हँसबमे भेद अछिए। एकटा होइए तृप्तिक खुशीसँ हँसब आ दोसर होइए मजैक कऽ मजाक रूपमे हँसब। आधार दुनूक अपन-अपन अछिए। तँए आधारहीन नहियेँ कहल जा सकैए।
देवनाथकेँ संयोग भेटलै। संयोग ई भेटलै जे तैबीच चाह आबि गेलइ। बुझल बात अछिए जे जैठाम देशक उत्थान-पतन सन समस्या रहैए, तहूठाम चाह देखते समाधानकर्ता चाह देखते अपन विचारकेँ रोकि पहिने चाह पीबिते छैथ। मुदा जहिना चाह-पानक दोकान परहक गप-सप्पक मोजर नइ अछि तहिना चाह-पान बेरमे दुआरो-दरबज्जाक गति तेहने अछिए। चाहे पीबैक क्रममे रघुवीर भाय बजला-
"काका, अजीब गति दुनियोँक अछि.!"
श्यामलाल काका बजला-
"रघुवीर, अखुनका अप्पन समय तँ प्रश्नोत्तरीक अछि, मुदा बीचमे जाबे चाह चलैए तइ बीच किछु कहि दइ छिअ।"

रघुवीर भाइक प्रश्नमे सह लगबैत देवनाथ बाजल-
"चाहे-पान बेरक जखन प्रश्न छी तखन तँ चाहे-पानक बीच ने जवाबो भऽ जेबा चाही।"
प्रश्नक दवाब देख श्यामलाल काका बजला-
"की अजीव अछि रघुवीर। अजीवोकेँ सजीव आ सजीवोकेँ अजीव बनौले जाइए। तइ बीचमे तोरा की अजीब बुझि पड़ै छह? जखन अजीबे छी तखन अजीब-अजीब ढंगसँ लोक बुझबे करत।"
मने-मन देवनाथो अपन विचारकेँ ठिकिया नेने छल जे जखने विचारक बेग चलत तइ बिच्चेमे अपनो विचार घोंसिया चुप-चाप अपन प्रश्नक जवाब टोहकीक माछ जकाँ टोहिया लेब।
रघुवीर भाय बजला-
"काका, चाह-पानक तँ समय उसैर गेल, तँए ऐ विचारकेँ एतइ छोड़ि अपन रूटिंगमे अबियौ। घरसँ बहार धरि एक्के झगड़ा सबतैर पसैर गेल अछि।"
रघुवीर भाय झाँपले-तोपल प्रश्न उठौने छला मुदा श्यामलाल काका कृष्णक विराट रूप जकाँ प्रश्नकेँ बुझलैन। तँए प्रश्नकेँ सुपारीक टूक जकाँ बनबैत बजला- "की झगड़ा रघुवीर?"
रघुवीरक मनमे प्रश्न जेना सरिया कऽ रखले छेलैन तहिना बजला-
"सीमानक झगड़ा, काका।"
चाहक पछातिक खेलहा पानक सिट्ठी मुहसँ फेक श्यामलाल काका बजला-
"बौआ, सीमानक झगड़ाक विराट रूप अछि। तँए एक-एक प्रश्नक उत्तर, एक दिनक बैसारमे देब सम्भव नइ अछि।"
बिच्चेमे देवनाथ बाजल-
"काका, एहनो तँ देखबे करै छी जे एकटा शब्द माने शीर्षकक शब्द, रामायण-महाभारत सन मोट-मोट ग्रन्थक सभ बात कहि सकैए तखन सीमानक विचार कोन भारी भेल।"
श्यामलाल काका बुझि गेला जे देवनाथक प्रश्न अबूझ मनक उपज छी, नहि कि सबूझ विचारक, तँए महत्व रहितो महत्वहीन अछिए। बजला-
"रघुवीर अपना जगहपर आबह।"
रघुवीर भाय बजला-

"काका, पोरो सागक लत्ती जकाँ मनक विचार बिनु सिरेक छुछुआएल घुरैए मुदा आन लत्ती तँ से नहि अछि। ओकरा गिरह-गिरहमे सिर निकलै छै, तँए विचारक प्रश्न एहेन सिरबेधू होइए, तैठाम धाँइ-दे किछु बाजि देब आ किछु छोड़ि देब, तखन बुझनिहार बुझत की। बुझब तँ भेल जे ओइ शब्दक वस्तुक स्वरूप बुझि सकइ।"

श्यामलाल काका बजला- "हँ।"

बीचमे बैसल देवनाथ अकबका गेल। अकबकाइक कारण भेलै जे रघुवीर भाय की बजला आ श्यामलाल काका की जवाब देलखिन। ई बुझल रहितै जे 'हँ' आ 'नइ' कोनो प्रश्नक सभसँ पैघ जवाब होइए तखन ने, से तँ बुझल नइ रहइ। मनमे ईहो उठइ जे जखन तीनू गोरे समकश छी माने समकक्ष, तखन तीनूक विचारकेँ ने समतूल करब नीक हएत। फेर अपने मनमे उठलै जे जखन रघुवीर भाय आ श्यामलाल कक्काक बीचक प्रश्न-उत्तर चलि रहल अछि तखन बीचमे टोक-टाक करब, अनका जे होउ, मुदा अपन मन कहैए जे ई केतौसँ उचित नहि हएत। तँए, चुप्पे रहब सभसँ नीक। नीको केना ने, अनके गाइयक दूध मंगनीए भेटत।

रघुवीर भाय बजला-

"काका, जखन प्रश्नक विराट रूप अछि, तखन बाट-घाटक चर्चा कऽ दियौ, बाँकी सरोवर-झील, पोखैर धार-धुर टपला पछाइत कहबै।"

रघुवीर भाइक विचार सुनि श्यामलाल कक्काक मन बिहुसलैन। बिहुसैक कारण भेलैन जे कम-सँ-कम एको गोरे तँ विचारक संगी भेट रहल अछि।

श्यामलाल काका बजला-

"जहिना चैतन्य स्वरूप जीव-जन्तुसँ लऽ कऽ महामानव धरि अछि, जे प्रवाहित अछि, तहिना अपन मनसँ लऽ कऽ दुनियाँक मनक बीच सेहो अछि। तँए, सीमानक झगड़ा हेबे करत किने।"

*-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत:*

*जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा गामक जिनगी' लघु कथा संग्रह लेल 'विदेह सम्मान- 2011', 'गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011', मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- 'वैदेह सम्मान- 2012', विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'नै धारैए' उपन्यास लेल 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014', साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा 'कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015', मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- 'वैद्यनाथ मिश्र 'यात्री' सम्मान- 2016', रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- 'कौमुदी सम्मान- 2017', मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा 'स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018', चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध 'यात्री चेतना पुरस्कार- 2020', मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा 'राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020', भारत सरकार द्वारा 'साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021' तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा 'अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022'*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकड़ू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक*

*मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

ऐ **रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.११.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- २३ म खेप



**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**मातृभूमि (उपन्यास)- २३ म खेप**

**२३**

गामक सीमासँ बाहर होइत काल जयन्तक आँखिसँ नोर झहर-झहर खसि रहल छल । जानकीधामसँ शिक्षा प्राप्त केलाक बाद ओ साइते सोचने हेताह जे फेर कहिओ गाम छोड़ि कए जानकीधाम जेताह। गाम जएबाक हेतु ओ ततेक उत्सुक छलाह जे अपन शोधग्रंथक उपसंहार लिखबाक हेतु ओतए नहि रुकलाह । सोचलाह -"गामक सुरम्य ओ स्नेहमयी वातावरणमे ई काज बेसी नीक होएत । ओहिमे अपन-माटि पानिक स्वाद रहत।" मुदा परिस्थिति तेहन भए गेल जे ओहिठामसँ अचानक हुनका बिदा होबए पड़लनि। यद्यपि मोनमे ई भावना छनिहे जे ओ एकदिन फेर अपन माटि-पानिमे घुरि अओताह । जानकीधाम जाएब तँ एकटा मात्र तात्कालिक समाधान छल । मुदा ई भेल बहुत कष्टकर घटना। जाहि ठाम माताक अनन्य सिनेह ओ पिताक पाण्डित्वपूर्ण

सानिध्यमे हुनकर पालन भेल ताहिठामक ऋृण बिना चुकओने ओ वापस जा रहल छलाह। एक हिसाबे हुनका ई बैमानी बुझाइनि । जान चलि जाइत से बेसी नीक । तथापि ओ जीबैत छथि आ अपन प्राणप्रिय मातृभूमिसँ वंचित भए एकबेर फेर दूर जा रहल छथि। हुनका नागबाबापर मोने-मोन कैकबेर तामसो होनि । मुदा फेर अपनाकेँ रोकथि ।

"धन्यकेँ नागबाबा जे हम आइ एहि जोगर भेलहुँ अछि.नहि तँ जयन्त नामक व्यक्ति कहिआ ने बागमतीक धारमे बहि गेल रहितथि आ ककरो एहि बातक पतो लगैत कि नहि । तेँ ने सुधाकर परेसान छथि । हुनका हिसाबे तँ हम खतम  रही । मुदा भावी प्रबल ।"- जयन्त गुमसुम इएह सभ सोचैत रहथि कि रस्ताक कातमे महादेवक मंदिर देखेलनि । मोनमे भेलनि जे दर्शन कए ली।" साइत महादेव हमर दुख कम कए सकथि।"  माधव सेहो हुनकर संगे गेलाह । महादेवक दर्शन कए ओ निकलले छलाह कि गोविंद डाक देलखिन-

"गामसँ टुनटुन अएलाह अछि । किछु जरूरी समाद छनि।"

जयन्त आ माधव ओमहरे बिदा भेलाह। एहिबीच गोविंद आ नागबाबा गप्प करए लगलाह ।

"बहुत अनर्थ भए गेल ।"- गोविंद बजलाह ।

"की भेलैक?"-नागबाबा पुछैत छथि।

"बजबाक साहस नहि भए रहल अछि ।"

"बजबहक नहि तखन बुझबैक कोना?"

"टुनटुनेसँ गप्प कए लिअ ।"

"कहाँ छथि टुनटुन?"

"महादेवक दर्शन करए गेलाह अछि ।"

"ठीक छैक । आबए दिअनु ।"

गोविंद एहि दुर्घटनाक समाचार जयन्तकेँ नहि देबए चाहैत छलनि । हुनका डर रहनि जे ओ एकरा बरदास्त नहि कए सकताह। मुदा एकरा कतेक काल नुकओने रहितथि ।

टुनटुनकेँ देखितहि नागबाबा पुछैत छथि -

"की बात छैक से फरिछा कए बाजह।"

"सुधाकर आ ओकर लठैतसभ बुलडोजरसँ पाठशालाकेँ तोड़ि देलक । आब सुनैत छी ओहि जगहपर अपन घर बनाओत।"

"गौंवासभ किछु नहि कहलकैक?"

"के की कहितैक? केओ झंझटमे नहि पड़ए चाहलक । फेर ओकरा संगे तँ गुंडासभक झुंड छैक । सौंसे दछिनबारिटोलक युवकसभ ओकर पाछू-पाछू बेमत्त भेल अछि ।"

"सएह कहू? केहन भए गेल गाम? न्यायक संग देनिहार केओ नहि?"

"से नहि बाजू। उतरबारिटोल लोक जान लगा देलक । थाना धरि गेल । मुदा दरोगाजी सेहो ओकरे संग भए गेलैक । उनटे उतरबारिटोलक लोकसभकेँ धमका देलकैक । गोली-बारुद चलेबाक परिस्थिति भए गेलैक। सभ जान-बेजान भागल ।"

जयन्त एहि समाचारकेँ बकर-बकर सुनैत रहि गेलाह । किछु बाजल नहि भेलनि । पाठशालाक दुर्गतिक समाचार सुनि हुनकर हृदय विदीर्ण भए गेलनि । हुनका मोन होइत छल जे तुरंते गाम घुरि जाइ। मुदा नागबाबा अड़ि गेलाह ।

"सभ किछुक समय होइत छैक । अखन अहाँकेँ गाम गेनाइ उचित नहि होएत । सबाल मात्र ओहिठाम जेबेक नहि अछि। कोनो ओहिठाम लोकक कमी थोड़े छैक । मुदा ओ सभ झूठ-मूठमे ओझराएल रहैत अछि। यदि अहूँ सएह करए लागब तखन की फरक भेलैक? एतेक पढ़ि-लिखि कए अहाँ अपन क्षमताकेँ एहिसभमे नष्ट करी से उचित नहि होएत । अस्तु,धैर्यपूर्वक सही समयक प्रतीक्षा करू । संप्रति हमरा लोकनि पूर्वनियोजित कार्यक्रमक अनुसार जानकीधाम चली । ओहिठाम अहाँक शोधग्रंथक विमोचन कएल जाएत । संगहि विद्वान लोकनिसँ विमर्श कए आगूक कार्यक्रम बनाओल जाएत । गोविंद आ माधव पाठशालाक सुधि लेबाक हेतु पर्याप्त छथि । ई दुनूगोटे टुनटुनक संगे गाम लौटि जाथि आ स्थितिक जानकारी लेथि । मुदा बेसी फसाद नहि करथि । समय अएलापर पाठशाला बनिए कए रहत,एकरा रोकब ककरो वशक बात नहि अछि ।"

"जे अहाँक विचार । "-जयन्त बजलाह ।

गोविंद आ माधवकेँ इच्छा रहनि जे ओ सभ जयन्तक संगे रहथि । तथापि नागबाबाक बात मानि हुनका प्रणाम कए टुनटुनक संगे गाम बिदा भए गेलाह । जाइत काल जयन्त कहलखिन-

"चिंता नहि करब । हमहु अएबे करब ।"

*-रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम: स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम: स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस: ६९ वर्ष, पैतृक ग्राम: अड़ेर डीह, मातृक: सिन्घिआ ड्योढ़ी, वृति: भारत सरकारक उप सचिव (सेवानिवृत्त), स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवानिवृत्त), शिक्षा: चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक, प्रकाशित कृति: मैथिलीमे: प्रकाशन वर्ष:२०१७ १.भोरसँ साँझ धरि (आत्म कथा),२. प्रसंगवश (निवंध), ३.स्वर्ग एतहि अछि (यात्रा प्रसंग); प्रकाशन वर्ष:२०१८ ४. फसाद (कथा संग्रह) ५. नमस्तस्यै (उपन्यास) ६. विविध*

*प्रसंग (निवंध) ७.महराज(उपन्यास) ८.लजकोटर(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०१९ ९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह) ११.मातृभूमि(उपन्यास) १२.स्वप्नलोक(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२० १३.शंखनाद(उपन्यास) १४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)१५.ढहैत देबाल(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२१ १६.पाथेय(संस्मरण) १७.हम आबि रहल छी(उपन्यास) १८.प्रलयक परात(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२२ १९.बीति गेल समय(उपन्यास) २०.प्रतिबिम्ब(उपन्यास) २१.बदलि रहल अछि सभकिछु(उपन्यास) २२.राष्ट्र मंदिर(उपन्यास) २३.संयोग(कथा संग्रह) २४.नाचि रहल छलि वसुधा(उपन्यास) २५.दीप जरैत रहए (उपन्यास)।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१२.नित नवल दिनेश कुमार मिश्र (लेखक गजेन्द्र ठाकुर)



दिनेश कुमार मिश्र, मिथिलाक बाढ़ि, धार आ ओइपर बनाओल छहर / बान्ह, सन्दर्भ हुनकर बन्दिनी महानन्दा, बागमतीक सद्गति!, दुइ पाटनक बीच(कोसी धारक कथा) .., ने घाट ने घर, बगावत पर मजबूर मिथिलाक कमला धार, भुतही धार आ तकनीकी झाड़ाफूंकी।- दिनेश कुमार मिश्रक सभटा पोथी आब हुनकर अनुमतिसँ उपलब्ध अछि विदेह आर्काइवमे: http://videha.co.in/pothi.htm

*(साहित्य अकादेमीक मैथिली परामर्शदात्री समितिक सदस्य पंकज झा पराशर द्वारा दिनेश कुमार मिश्र जीक पोथी सभसँ पैराक पैरा चोरा कऽ अपना नामे उपन्यास छपबाओल गेल अछि, जकरा छद्म समीक्षक कमलानन्द झा ऐ चोर लेखक पंकज झा पराशरक रिसर्च कहै छथि ! लिंक http://videha.co.in/investigation.htm पर स्क्रीनशॉट अपडेट कएल गेल अछि।(*

**बन्दिनी महानन्दा(पछिला अंकसँ आगाँ) दिनेश कुमार मिश्र -**

बाढ़ि आ ओकर ऐतिहासिक संदर्भ

गंगा बेसिनक निर्माणक प्रक्रिया समुद्रसँ समुद्रमे पानिक यात्रा आ नदीक मार्ग बदलबाक कारणकेँ बुझलाक बाद एकटा बात स्पष्ट रूपसँ सोझाँ अबैए जे पृथ्वीक विस्थापनकेँ रोकबाक कोनो आशा नै अछि। बरखा होइत रहत आ जखन ई पानि माटिपर खसत तखन कटाव हएत, नदी अपन रस्ता बदलत आ बाढ़ि अबैत रहत। मनुष्य अपन बौद्धिक कौशलसँ

माटीक कटाव, नदीक मार्ग परिवर्तन आ बाढ़िसँ कनी बदलाव आनि सकैए। ओकर हैसियत अखन धरि ऐसँ नै अछि। एतऽ एकटा बात ध्यान देबऽ योग्य अछि जे उत्तर बिहार बा गंगा घाटीक पूरा मैदान एकटा उपजाऊ क्षेत्र अछि, जकर उपजाऊ शक्ति बाढ़िक समय नदीक पानिक संग आयल गादक कारण निश्चित रूपसँ बढ़ल अछि। प्राचीन कालसँ कृषि समृद्ध क्षेत्र रहबाक कारण ऐ क्षेत्रमे विभिन्न सभ्यताक विकास भेल। प्रकृति मुदा भिक्षा नै बाँटैत अछि। जँ गुलाब अछि तँ संग-संग काँट सेहो। जतऽ-जतऽ बरखाक रूपमे मीठ पानिक समृद्ध स्रोत अछि, नदीक जाल किछु दूर धरि पसरल अछि, ओतऽ बाढ़ि, कटाव आ नदीक मार्ग परिवर्तन बेसी सुनबामे अबैत अछि। नदी एकटा पैघ क्षेत्रमे थाल/ बालू पसारि कऽ ओकरा समुद्रमे पहुँचेबाक एकटा सशक्त साधन अछि, जे बाढ़िक समय अपन उत्पत्तिसँ समुद्र तक पहुँचैत अछि। असलमे ऐ तरहक जमीनक निर्माण नदीक स्वाभाविक गुण अछि। गंगा घाटीक ई क्षेत्र एक समयमे समुद्रक बालु आ नमकीन पानिक क्षेत्र रहल हएत। मुदा बरखाक कारण उत्तरमे हिमालयक काँच माटि नीचाँ बहय लागल जइ कारण जमीन उपजाऊ होबऽ लागल। हम जइ ठामक गप्प कऽ रहल छी ओकर भूमि दुनियाँक सभसँ उपजाऊ जमीनमे गानल जाइत अछि आ ऐ नदीकेँ जल संसाधनकएकमात्र स्रोत मानल जाइत अछि। भौतिकवादी मान्यताक अलाबे हमरा सभक लेल नदीक महत्व एकटा जीवनदायी शक्ति सन रहल अछि। भारतक संस्कृतिक आधार नदी रहल अछि। एतेक सभ्यता ऐ नदी सभक कातमे अनादि कालसँ विकसित भेल अछि आ समयक संग प्रकृतिक कोखमे लीन भऽ गेल अछि, मुदा ऐ नदी सभक संग हमर सभक संबंध सदिखन शुद्ध आ प्रेम मातृशक्ति आ ओकर उपासक सन रहल अछि। जतऽ महर्षि वेद व्यास महाभारतमे नदी सभक प्रति अपन श्रद्धा व्यक्त केने छथि ओ 'विश्वस्य मातरः' अर्थात लोकमाता कहै छथि। कौटिल्य सन विद्वान एहन स्थानकेँ निवासक लेल वर्जित मानने छथि, जतऽ कोनो सुन्दर नदी निरंतर नै बहैत अछि। ओ नदीक महत्वकेँ रेखांकित केलनि 'न तत्र दिवसम् वसेत'- एहन स्थानपर एक्को दिन लेल नै रहबाक चाही। अपन सभक शुभ संस्कारमे भारतीय लोकनि देवता आ पूर्वजक संग-संग नदीक आह्वान करब कहियो नै बिसरै छथि। गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आ कावेरीक स्मरणक

बिना हमर सबहक कोनो शुभ कर्म पूर्ण नै होइत अछि। पवित्रताक उदाहरण देबऽ लेल नर्मदाकेँ मोन पाड़ै छी आ गंगाक संतान कहल जायमे गर्वित होइ छी। 'मृत्युपर गंगा प्राप्त करबाक' इच्छा कबीर सन साधकमे मात्र ऐ लेल नै भेल जे ओ अपन जीवनक अधिकांश समय गंगा तटपर बितेने छला। कोनो नदीकेँ भावसँ गंगा कहबाक परंपरा अखनो हमरा लोकनिक मोनमे जीवित अछि। भगवान श्रीकृष्णक चर्चा 'कालिन्दि कूल कदम्ब की डारन' केने बिना अपूर्ण रहि जाइए, तँ कतेक बेर वाल्मीकि भगवान रामकेँ सरयूक सोझाँ प्रणाम करैत देखलनि। क्षिप्रा कालिदासक लेखनकेँ लालित्य देलनि। तीर्थक अवधारणा (तीर्थक शाब्दिक अर्थ नदीक कात थिक) नदीक महिमाक मान्यताकेँ अभिव्यक्ति देलक अछि। एहन विशेष अवसरपर नदीमे स्नान करबाक हमरा लोकनिक अलग परंपरा अछि। गंगा दशहरा, माघ पूर्णिमा, कार्तिक पूर्णिमा, संक्रांति आदि बहुत रास एहन अवसर अछि जखन हमरा लोकनिक पूर्वज लोकनि लोककेँ नदीक समीप अनबाक व्यवस्था केने छला। नदीक शुद्धताक निर्वाहक लेल उत्सर्जन आदिक विरुद्ध शास्त्रमे सख्त दिशा निर्देश छल। बिहारक छठि पर्व सूर्य पूजाक संग-संग नदीक प्रति हमर सबहक श्रद्धाक उत्कृष्ट उदाहरण अछि। हमर ई समृद्ध धरोहरक एगो छोट कड़ी अछि उत्तर बिहार, किशनगंज, पूर्णिया आ कटिहार क पूर्वी जिलासँ बहयवाली महानंदा नदी। महाभारतमे कौशिकी (कोसी) नदीक समीप बहैत दूटा नदी नन्द आ ऊपरी नन्दक उल्लेख अछि, जतऽ पाण्डव लोकनि निर्वासिन कालमे ऐल छला। मानल जाइए जे महाभारत कालक ऊपरी नन्द वर्तमानक महानन्दा अछि। महानन्दाक सहायक नदी कंकाईक वर्णन सेहो महाभारतमे ऐल अछि जतऽ एकरा कंकानन्द कहल गेल अछि। सभ साल कटिहार जिलाक दुर्गापुर आ कल्याणीमे माघ पूर्णिमाक दिन मेला लगा कऽ महानन्दाक प्रति श्रद्धा व्यक्त कएल जाइत अछि। ऐ दिन ऐ इलाकामे काढ़ा गोला लग गंगाक कातमे मेला सेहो लगैत अछि ।

**महानन्दा नदी**

महानन्दा उत्तर बिहारक एकटा मुख्य नदी अछि। ऐ नदीक उद्गम पश्चिम

बंगालक दार्जिलिंग जिलाक करसेओंगसँ ६ किमी उत्तरमे हिमालयक चिमले अछि, जतऽ सँ ई २०६२ मी. ऊँचसँ गंगा ल्ल ३७६ किमी.क यात्रा प्रारम्भ करैत अछि। कनकाईक संगमक बाद महानन्दा बागझोर लग बड़ही-गुवाहाटी राष्ट्रीय राजमार्ग ३१ (राष्ट्रीय राजमार्ग ३१) पार कऽ बागडोब पहुंचैए जतऽ ओकर धारा दू भागमे बँटैत अछि। बगडोबमे लगभग सीधा दक्षिण दिस बहयबला धाराकेँ झौआ शाखा कहल जाइ छै आ महानंदाक अधिकांश जल प्रवाह आइ-काल्हि ऐ धारासँ गुजरैत अछि। झौआ शाखा स्वयं आगू बढ़ैत पनार नदीक दहिना कात एकरा संग मिलैत अछि। ई शाखा आगू झौआक पास कटिहार-बरसोई रेल लाइन आ लाभा लग कटिहार-मालदा रेल लाइनकेँ पार करैत अछि। महानन्दाक झौआ शाखाक एकटा आर सहायक नदी घासिया एकरा लाभाक नीचाँ जोड़ैत अछि। एतऽसँ महानन्दाक झौआ शाखा पश्चिम बंगालक मालदा जिलामे प्रवेश करैत सुरमरा लग गंगा नदीमे मिलैत अछि। बगडोबमे महानन्दाक एगो आर शाखा जे दक्षिण-पूर्व दिशामे बहै छै, बरसोई लग कटिहार-बरसोई रेल लाइन पार करैए। बरसोईक नीचाँ ई धार सेहो दू भागमे बँटैत अछि। ऐमे सँ पूर्व दिस बहयबला धारा बेसी सक्रिय अछि, पश्चिम दिस बहय बला धारा उनटा-पुनटा भऽ गेल अछि आ ऐ मे गाद-बालूक जमाव अछि। ई धारा पुनः सुबरनापुर लग मुख्य धारामे जुड़ैए। आब ई संयुक्त धारा बांग्लादेशक गोदागिरी घाट लग गंगा संग मिलैत अछि। महानन्दाक कुल जलग्रहण क्षेत्र २४,७५३ वर्ग किलोमीटर छै, जइमेसँ ५२९३ वर्ग किलोमीटर नेपालमे, ६६७७ वर्ग किलोमीटर पश्चिम बंगाल मे, ७९५७ वर्ग किलोमीटर बिहारमे आ बाकी बांग्लादेशमे पड़ै छै। डेंगरा घाटक उत्तरमे ऐ नदीक तलहटीक ढलान अपेक्षाकृत अधिक छै, जे धनगरा घाटक नीचाँ आस्ते-आस्ते कम होइत जाइ छै, जइ कारण नदीक प्रवाह क्षमता धीरे-धीरे कम होइत जाइ छै, आ नदीक उपयोग अक्सर एकर किनारपर उमड़ि जाइ छै। निचला भागमे झौआ शाखाक बेड स्लोप ०.०९९ मीटर प्रति किलोमीटर अछि जखन कि बरसोई शाखाक बेड स्लोप ०.१४६ मीटर प्रति किलोमीटर अछि। साठिक दशक आ आगूक सरकारी रिपोर्टक अनुसार ऐ ढलानक अभावक परिणामस्वरूप महानन्दाक निचला भागमे करीब एक सप्ताह जल-भराब रहै छल, जकर परिणामस्वरूप तत्कालीन

पूर्णिया (नवगठित कटिहार) क दक्षिणी भागक विनाश भेल। ऐ सभ रिपोर्टक अनुसार कटिहारक ऐ दुर्दशामे महानंदे नै वरन् कारी कोसी आ गंगा नदीक सेहो काफी योगदान छल। महानन्दाक सहायक नदीक विशेषता रहल अछि जे ओकर कोर्स बदलैत रहैत अछि, संगहि ओकर नाम सेहो ओहिना बदलैत रहैत अछि। जेना पनार नदीक अनेक नाम अछि जेना पनार, परमान, परमौन, कडवा, रीगा, कंकर, फुलहर बा गंगाजुरी। जेना-जेना जगह बदलैत अछि, नदीक नाम सेहो बदलैत रहैत अछि। तहिना बकरा नदीक नाम अलग-अलग स्थान पर बकरा, कटुआ धार वा देवनी भऽ जाइत अछि। एकर जलग्रहण क्षेत्रमे कनकाईक बहुत रास नव-पुरान धारा छिड़िआयल अछि।
मेची, दाउक, रमजान, कुलिक, सुधानी आ नगर नदीक स्थिति सेहो लगभग एहने अछि। ऐ नदी सभक धार बँटैत रहैत अछि, ऐ मे बहैत पानिक मात्रामे परिवर्तन होइत रहैत अछि आ तहिना एकर महत्व सेहो बढ़ैत बा घटैत रहैत अछि। ऐ क्षेत्रक सर्वेक्षण पहिल बेर १७७९ मे ब्रिटिश शासनक स्थापनाक बाद जेम्स रेनेल नामक सैन्य अभियंता द्वारा कएल गेल छल। ओइ समयक महानन्दाक प्रवाह मार्गक आधिकारिक वर्णन रेनेलक नक्शासँ भेटैत अछि। तकर बाद डॉ. फ्रांसिस बुकानन हैमिल्टन (१८०९-१०), रॉबर्ट मॉन्टगोमरी मार्टिन (१८३८), आ डॉ. डब्ल्यू.डब्ल्यू.हंटर (१८७७) सेहो ऐ नदीक क्रमक विवरण देने छथि। महानन्दाक विषयमे ई कहल जाइ छै जे ई आर्य प्रभावक अंतिम पूर्वी छोड़ तँ छहिये, ऐ क्षेत्रक इतिहास पश्चिमसँ आबैबला आक्रमणकारी आ मूल निवासीक बीचक संघर्षक सेहो रहल छै। इम्पीरियल गजेटियर ऑफ इन्डिया भारतीय शाही)) राजपत्रक अनुसार 'महानन्दा पश्चिमक हिन्दी भाषी क्षेत्र आ पूर्वक बंगाली भाषी क्षेत्रक बीचक सीमाक काज करै छै। जनसंख्याक आंकड़ाक अनुसार हिन्दी भाषी आबादी ९४.६ प्रतिशत जखन कि मात्र ५ प्रतिशत बंगाली भाषी छै। मुदा डॉ. ग्रियर्सनक अनुमान छलन्हि जे लगभग एक तिहाइ लोक बांग्ला बजैबला हेतै आ ई बात सही लगैत अछि। महानन्दा सीमा रेखाक रूपमे सेहो काज करैत अछि। पूर्णिया जिलामे पूबमे दू तिहाइ आबादी मुसलमान छल, जखन कि पश्चिममे एक तिहाइसँ कम। मुदा महानन्दाक बिना कोसीक वर्णनक अपूर्ण रहत। कोसी नेपाल आ बिहारक एकटा बहुत महत्वपूर्ण नदी

अछि, जे ५४०० मीटरक ऊँचाइपर हिमालय पर्वतक मुख्य श्रृंखलासँ निकलैत अछि, तिब्बत, नेपाल आ उत्तर बिहार होइत लगभग ७२५ किमी यात्रा केलाक बाद ई कुर्सेला (कटिहार) लग गंगामे मिलैत अछि। बिहारमे ऐ नदीक लम्बाइ २५४ किमी अछि जखन कि मैदानमे ऐ नदीक कुल लंबाई ३०७ किमी अछि। तीन धारा अर्थात सूर्य कोसी, तामा कोसी आ अरुण कोसीक संगमसँ बनल कोसी नदीक कुल जलग्रहण क्षेत्र ५८,५९४ वर्ग किलोमीटर छै जइमे ५,७०४ वर्ग किलोमीटर ग्लेशियर छै। पौराणिक लेख, किंवदंती, लोककथा आ लोकगीतक अलाबे कोसीक विषयमे लिखित जानकारी अंग्रेज लोकनि द्वारा तैयार कएल गेल छल। हुनकर सबक यात्रा-वृत्तांत आ सर्वेक्षण रिपोर्टमे ऐ नदी सभक विषयमे बहुत चर्चा भेल, ओना हुनकर मुख्य उद्देश्य छल ऐ क्षेत्रक प्राकृतिक संसाधनक दोहन कऽ राजस्व वसूली कएल जाय। फ्रांसिस बुकानन (१९०९-१०) आ रॉबर्ट मॉन्टगोमरी मार्टिन (१८३८) क यात्रा-वृत्तांत आ हंटरक स्टैटिस्टिकल अकाउन्ट्स ऑफ बंगाल"" (१८७७) मे ऐ नदीक विषयमे बहुत लिखल गेल छै। ऐ रिकॉर्डसँ पता चलै छै जे कोसी बहुत दिनसँ चैनल बदलै लेल बदनाम अछि, जकर कारण छै एकर अधिक गाद। १७३६ सँ १९५५ क बीच उपलब्ध अभिलेखसँ अनुमान अछि जे ऐ कालखंडमे ई नदी पूर्णियासँ पूर्व बहैत छल, से आब ११० किमी पश्चिम दिस शिफ्ट भऽ गेल अछि आ सुपौल, मधुबनी, सहरसा, खगड़िया जिलासँ गुजरैत अछि आ गंगासँ मिलैत अछि। स्थानीय लोकक कहब छनि जे कोसी कहियो मालदा (पश्चिम बंगाल) होइत बहैत छल आ बुकानन हैमिल्टनक अनुसार ई नदी मालदासँ पूब सेहो बहल हएत। बुकानन लिखै छथि- "कोसीक कातमे रहनिहार स्थानीय विद्वान बा पंडित लोकनि एते धरि कहै छथि जे प्राचीन कालमे कोसी दक्षिण पूर्व दिशामे ताजपुर धरि बहै छल। जकर बाद ई पूब दिस बहै छल आ अंततः ब्रह्मपुत्रसँ मिलै छल आ एकर गंगासँ कोनो संबंध नै छल। हमरा नै बुझल अछि जे ऐ कथनक आधार की अछि, लोककथा बा किंवदंती। जँ ई किंवदंती अछि तँ ई कनी बेसी विश्वास करय योग्य भऽ जाइत अछि, मुदा ई हएब एकदम संभव बुझाइत अछि। संभव अछि जे मालदाक पूर्व आ उत्तरमे अवस्थित पैघ-पैघ सरोवर कहियो कोसी आ महानन्दाक अवशेष छल। ... उपरोक्त

परिवर्तनमे कोसीमे कमसँ कम कंपनीक सीमामे कोनो नदी बाम कात नै मिलैत अछि, मुदा ऐसँ कइएकटा धार जन्मैत अछि। उत्तरक पहाड़सँ आबयबला बहुत रास नदी आब महानंदासँ मिलैत अछि आ ई एकदम संभव अछि जे ई नदी पहिने कोसीसँ मिलैत छल जखन कि एकर धार पूर्वोत्तर दिस छल....।" हंटर (१८७७) मुदा बुकाननक विचारसँ सहमत नै छला आ कहलनि जे "डॉ. बुकानन हैमिल्टनक ई सुझाव जे कोसी ब्रह्मपुत्रसँ मिलै हेतै, हुनकर बाकी सिद्धांतक तुलनामे कनी कम संभावित लगैत अछि। लगैत अछि जे पूर्वमे ब्रह्मपुत्रक मार्ग मेमन सिंहक पूब छल। कोसी अपन पूब दिसक मार्गपर, पहिने करतुआ सँ मिलत, जे स्वयं एकटा नदी अछि, जे आत्रेयी आ तीस्ताक पानिसँ पुष्ट अछि। हम अपन पोथी अकाउन्ट ऑफ डिस्ट्रिक्ट बोगरा खण्ड) VIII पृ० १३९, १४२, १६२) मे हिन्दू कालक प्रारम्भसँ ऐ नदीक आकार आ महत्वक आधारपर महत्वकेँ रेखांकित केने छी आ कहने छी जे ई नदी स्पष्ट रूपसँ मानव प्रजातिक सीमा रेखाक काज करैत अछि जे आइयो देखबामे अबैत अछि। जँ ई मानी जे पहिने करतुआमे कोसी आ महानन्दाक भेंट होइ छल तखन पूर्व कालमे करतुआक पैघ आकारक कारण बुझि सकै छी आ तखन राजशाही जिलाक बरिन्द्रक जंगल आ मेमन सिंहक मधुपुरक बीचक रेतक मैदानक कारणा स्हो बुझि सकै छी। ऐ शताब्दीक प्रारंभमे जइ क्षेत्रमे ब्रह्मपुत्र बहै छल ओकर तर्क सेहो स्पष्ट भऽ जायत। असलमे पूर्णिया आ दरभंगाक बीच एक इंच जमीन एहन नै अछि जतऽ कोसीक धार कहियो नै बहल हुअय। एकर विभिन्न धाराक अनेक नाम छै- सौरा, बरंडी, करिकोसी, मराकोसी, तिलावे धार, हैयाधर, बोचाहा धार, मझरी धार, धेमुरा धार, मिर्चैया धार, लगुनिया धार आदि-आदि। जइ धारमे कोसीक मुख्य धार बहै छल से कोसी बनि गेल। ऐ तरहें कोसी आ महानन्दाक बीचक क्षेत्र सदिखन बाढ़ि आ जल कटावक क्षेत्र रहल अछि, जकर बहुत श्रेय कोसीकेँ जाइ छै। मुदा जतऽ धरि बाढ़िक प्रश्नक गप्प अछि, महानन्दाक शोर कोसीक शोरमे कखनो-काल सुनबामे अबैत अछि।" घनघोर जंगल, दुर्गम सड़क आ कम दूरीपर नदीक उपस्थिति- संभवतः ऐ सभ कारणसँ पाण्डव लोकनि अपन निर्वासन लेल ऐ क्षेत्रकेँ चुनने हेता जे पौराणिक कथामे बहुत महत्वपूर्ण स्थान रखैत अछि। कहल जाइत अछि जे महाभारत

कालमे ई क्षेत्र कर्णक अधीन छल। कुर्सेला, जतऽ कोसी गंगासँ मिलैत अछि, कौरव राज्यमे पड़ल आ तखन कुरुशिलाक नामसँ जानल जाइ छल। एक समय मनिहारी (कटिहार) क मूल नाम मणिहारन छल जतऽ भगवान श्री कृष्णक औंठीक रत्न हेरा गेल छल। सिमल जंगल जतऽ अर्जुन अज्ञात निवासमे अपन हथियार नुका देने छला ओ वर्तमान सेमापुर अछि जे कटिहार-बरौनी सड़कपर एकटा रेलवे स्टेशन अछि। तहिना किशनगंज जिलाक ठाकुर गंज शहरक विषयमे एकटा किंवदंती अछि जे ई राजा विराटक राज्यक हिस्सा छल आ एत्तै भीम अपन निर्वासनमे भनसिया(ठाकुर) क रूपमे बितेने छला। ऐ टोलमे भटधला आ सगधला नामक दू टा पोखरि अछि, जइमे भीम चाउर आ साग राखैत छला। ठाकुरगंजसँ कनेक दूर ओ स्थान अछि जतऽ भीम कीचककेँ मारि देने छला। ऐ जिलासँ बाहर निकलयबलाक तुलनामे बाहर जेबाक परंपरा उल्लेखनीय अछि। पूर्णियाक लोक खेतमे मेहनतिसँ बचै छथि आ रोजी-रोटीक तलाशमे जिलासँ बाहर जेनाइ नीक नै लगै छनि। क्षेत्रफलकेँ देखैत जनसंख्या कम अछि, जमीन आसानीसँ उपलब्ध अछि आ श्रम कम। ई किछु एहन बात अछि जे पूर्णेयाक लोककेँ बाहर निकलैसँ रोकैत अछि। एत संख्यामे लोक खेतीक मौसममे अस्थायी रूपसँ बाहरसँ आबै छथि। ई बात १९६३ मे कहल गेल। ट्रेनक छतपर बैसलासँ एहन दुर्घटना होइत अछि जइमे लोकक मृत्यु भऽ जाइत अछि आ ऐ तरहक घटनामे कोसी, महानन्दा दोआबक लोकक मृत्यु भेल अछि। भवन ढहलासँ सेहो मरला आ खाड़कुसक हाथसँ सेहो। १९६३ सँ १९९३ क बीच किछु एहन निश्चित रूपसँ भेल जे पूर्णियाक खेतमे मेहनतिसँ बचयबला लोक आ रोजी-रोटीक तलाशमे जिलासँ बाहर जेनाइ पसिन नै करय बला लोक जानक कीमत चुका बाहर जा कऽ दोसराक खेतमे मेहनत करबा लेल मजबूर भेला। जखन कि कहियो स्थिति एहन छल जे कटाइक समय आ जखन असमक चाहक बगानमे मजदूरक जरूरत पड़ैत छल तँ कटिहार आ ओइसँ आगू जायबला ट्रेनमे उत्तर प्रदेश आ बिहारक अलग-अलग हिस्साक मजदूरक भीड़ रहै छल..। असलमे जँ एहन मजदूर कटनीक समय पूर्णिया नै जाइत तखन फसल खास कऽ जूटक कटाइ एकदम संभव नै होइतै। समृद्धिसँ दुर्दशा दिसक ई यात्रा पिछला तीस वर्षमे भेल। पछिला चारि दशकमे विकासक प्रभाव ऐ तरहेँ स्पष्ट रूपसँ देखबामे

आबि रहल अछि। कोसी-महानन्दा दोआबक ई क्षेत्र अचानक मजदूरक मामलामे सरप्लस केना भऽ गेल? एकर एगो कारण छै जे ऐ क्षेत्रमे बाढ़िक कारणसँ बेशी जमीन बहुत दिन धरि पानीमे डूमल रहै छै आ खेती-बारी संभव नै छै। ओना ऐ सभ लेल खाली बाढ़ि एकमात्र कारण नै अछि, कारण आइ जँ उत्तर बिहारमे बाढ़ि आबि गेल अछि तँ दक्षिण बिहारमे रौदी अछि, मुदा ओतुक्का लोककेँ विकासक लगभग ओहिना खराप परिणाम भेटैत रहल अछि जतेक उत्तर बिहारक लोककेँ। ओतऽ बाढ़ि नै अछि, तैयो ई किए भऽ रहल अछि? ओतऽ सेहो बच्चा सभ स्कूल नै जाइत अछि, ओतऽ सेहो लोक मजदूरीक खोजमे निकलैत अछि।' मुदा संगे हमरा सभ लेल ई पचायब मुश्किल अछि जे ई सभटा जनसंख्या बढ़लाक कारण अछि। कृषि एहन क्षेत्र अछि जइमे रोजगारक अधिकतम संभावना अछि। तेँ जँ कोनो तरहेँ खेती-बाड़ी ठीक भऽ जाय तँ कतेको लोक जमीनसँ जुड़ि जायत आ ट्रेनक छतपर भीड़ कनेक कम भऽ जायत। महानन्दा नै, मुदा कोसीक बाढ़िपर चर्चा पछिला शताब्दीक उत्तरार्धसँ चलि रहल अछि। भारतक अन्य भागमे कोसीक उदाहरण बाढ़ आनैबला नदीक देल जाइत अछि आ ई नदी कोनो बाढ़िक चर्चाक केंद्रमे बनल रहैत अछि। स्वतंत्रताक बाद ऐ नदीपर नियंत्रण करबाक प्रयास भेल, आ ऐ संग लगभग पूरा गंगा आ ब्रह्मपुत्र घाटीमे नदीपर नियंत्रण करबाक प्रयास भेल आ ऐ क्रममे महानन्दाक सेहो आबि गेल।

(अगिला अंकमे जारी)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१३.नित नवल सुशील (लेखक गजेन्द्र ठाकुर)



सुशीलक रचना संसार (उपन्यास) घराड़ी -हुनकर रचना संसार छन्हि : (१९७३), गामबाली (१९८२) (उपन्यास), भामती पहिल ) (नाटक) १९९१ मंचन, प्रकाशन २०१३ (२०१६) (लघुकथा संग्रह) आ अस्मिता ( आ ई चारू पोथी हुनकर अनुमतिसँ विदेह पेटारमे उपलब्ध अछि लिंक www.videha.co.in/pothi.htm पर।

*कमलानन्द झाक पोथी "समय समाज आ सवाल :मैथिली उपन्यास" मे (२०२१) लिखै छथियात्राक लगभग सय वर्षक -मैथिली उपन्यास" -बाद मैथिल अन्तरजातीय विवाहक सपना, संघर्ष आ विडम्बना पर गरिमायुक्त उपन्यास लिखबाक श्रेय गौरीनाथकेँ जाइत छनि।तँ की " कमलानन्द झा सुशीलसँ ई श्रेय छीनि लेलनि? चलू अहाँकेँ लऽ चली कमलानन्द झा केर स्वार्थी दुनियाँसँ दूर, छलछद्मसँ दूर सुशीलक -जादूबला साहित्यक निश्छल दुनियाँमे।*

**गामबाली (उपन्यास(पछिला अंकसँ आगाँ) सुशील -(**

सभक आँखिक काँट गामबाली आइ ओ बबूर सेहो कटि गेल!

ओकरा चाहऽ बला, नै चाहऽ बला आ कात रहनिहार, तीनू तरहक लोक खुश अछि। ओकर अन्तिम संस्कार के करतै? जादव समाज आकि ब्राह्मण समाज। जादव समाज आ ब्राह्मण समाजक लोक पहुँचै छथि

मालिक माने सोनमनि झा लग, ओ छथि पाउपाउ करैत-, मसलनमे ओङठल।

गामबालीक संस्कार जादव समाज मिलि कऽ करतै।

गोअर टोलीक लोक ओकरा गामबाली कहब शुरू केलकै आ फेर बभनटोली, कैथटोली, जोलहा टोलीक लोक सेहो ओकरा गामबाली कहऽ लगलै।

गामबालीक वर बूढ़, ओ तेसर बहु छली, पहिलसँ बच्चा नै भेलै तँ दोसर बियाह आ फेर दोसरोमे बच्चा आ पहिलोमे। आ फेर तेसर बियाह सौख लेल। बाबू पैरुखक गप छै, के कत्ते बहु डेबि सकैए।

ज्ञानचन यादव माने ज्ञनचनमार्कें लोक मरखाह बना देलकै, अपने बलजोरी ओकरा घरो कऽ दऽ जाइ गेलै आ तहन लाहेब मचा दइ गेलै गाममे।

गामबाली जीवित रहलि, ओकर जिजीविषा आर प्रबल भऽ गेलै बादमे। बड़े शानसँ आवाजाही करैत रहलि, कोनो अरचन नै एलै। आमिल पिनहार समाङ लेल धनसन, कुलटा बुझिनिहार लेल कत्तौ किछु नै। जे ओकरा संगे भौजीक सम्बन्धे हँसी ठट्ठा करै तकर ओ जवाब दै हँसि कऽ। गुअरटोलीसँ ओकरा गामबाली कहबाक प्रचार भेलै आ सौंसे गाम पसरि गेलै।

मुदा गामबालीक कोनो सम्बन्ध अपन ऐ गामक अपन पुरान सासुरक परिवारसँ नै रहलै। मुदा खान-पान, लेब देब सौंसे बाभन-गच्छसँ छूटल रहलै।

आइ ओकर मृत्युक बाद ओकर प्रशंसक कम नै छै, शानसँ आयलि आ शानसँ चलि गेलि।

धनक ऐंठल बूढ़ संगे गामबालीक बियाह भेल रहै, पतिक तेसर पत्नी। सखा-पात लेल बूढ़ दोसर बियाह केलनि फेर दोसरो आ पहिलोसँ बच्चा

भेलनि। तेसर पत्नी सख लेल, लौल लेल केलन्हि।

छिनरबा मनसा सभ ओकरा दूरि करऽ चाहलकै आ ज्ञानचनमाकेँ मरखाह बना देलकै।

आ उपन्यासकार शुरू करै छथि ज्ञानचन यादवक खिस्सा।

ओ पैघकेँ बाबा, काका, भाइ आ छोटकेँ बौआ, बच्चा आ नूनू कहय। कोनो आंगन नै रहै जतऽ ओकर प्रवेश नै रहै। दाइ, काकी, बहिन, बचियासँ ओकर मुँह टूटै। मुदा कनियाँ-पुतराक अंगनामे हठ दऽ जाइत साइते कियो देखने हेतै। बूढ़ि-पुरैनियाँक हठ केलोपर भावहुक अंगना ओ धखाइते जाइ छल। बाबी, माय आ पिउस श्रेणीक स्त्री कहितथिन- एहेन लजकोटर भऽ कऽ बैदगिरी केना करै छह।

(अगिला अंकमे जारी(

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.पद्य खण्ड

३.१.राज किशोर मिश्र- थाकल छी मुदा थकलहुँ नहि

३.२.आशीष अनचिन्हार- २ टा गजल

३.३.उदय नारायण सिंह नचिकेता- २ टा कविता

## ३.१.राज किशोर मिश्र- थाकल छी मुदा थकलहुँ नहि



**राज किशोर मिश्र, रिटायर्ड चीफ जेनरल मैनेजर (ई), बी.एस.एन.एल.(मुख्यालय), दिल्ली,गाम- अरेर डीह, पो. अरेर हाट, मधुबनी**

**थाकल छी, मुदा थकलहुँ नहि**

था कल छी , मुदा थकलहुँ नहि ,
घा म सँ ती तल, महकलहुँ नहि ।

पञ्चपा त्र सँ दऽ अछि नजल,
जा हि गा छक केलहुँ ति रपेच्छन,
सुखा रहल अछि वृक्ष ओ,
अरुदा के, ओकर केलक भक्षण?

हँ, हरि अर डा रि सभ सुखा रहल अछि ,
प्रदूषण मा था भुका रहल अछि ।

लक्ष्य -पथ के॓ः पा वन बुझि ,

कर्तव्य सँ करैत रहलहुँ पूजन,
अपना भरि तऽ चलि ते रहलहुँ,
दुनु पा एर फुलल, ओहि मे सूजन।

छी ठा ढ़ , ध्येय सँ कि छु पहि ने,
चलल ने हो इछ, तऽ छी अँटकल,
कुंठा , अवसा द सभ केलक प्रहा र,
परञ्च, कनेको नहि छी भटकल।

समस्या ,अजो ध -अजो ध ना ग
बनि क' फुफका रि रहल अछि ,
का त-करो ट दऽ नि कलि ने सकै छी ,
ता कि -ता कि , खेहा रि रहल अछि ।

चलल जखन सँ हमर जि नगी ,
आ, पहुँचल एखन जा हि पड़ा ब,
संघर्ष -घा म सँ ती तल, ओकरा ,
सदि खन,घेरने रहलैक ख्वा ब।

ललका रा सुनैत रहलहुँ चुनौ ती क,
खो ली , मुह मुनल सफलता -पौ ती क।

जि नगी -युद्धक यो द्धा बनलहुँ,
चक्रव्यूह के तो ड़ि ते रहलहुँ।
हुँ

घुमि ते रहलहुँ संघर्ष -परि धि मे,
लगअओने आँखि वि जय के नि धि मे।

जयका र कखनो ,

कखनो फटका र,
को शि श सुफल ,
कखनो बेका र।

कखनो , पुरुषा र्थक भरी हुंका र,
वि धुआइ कखनो , सुनि क'हुतका र।

सुनी कखनो क' मो न के वा द ,
ओकरे सँ, कखनो करी वि वा द।

बा हरो युद्ध ,अन्दरो युद्ध,
रण- यो द्धा कखनो , कखनो बुद्ध।

भेटल कि छु , आ कि छु छूटल,
भा ग, नी क, कखनो फूटल।

इएह सभ करैत -करैत जि नगी संग,
आबि गेलहुँ एहि ठा म,
कतहु बा ट सो झरा एल भेटल,
कतहु तऽ भेटल ,जा म।

जि नगी , खएलक समय के,
आ कि , समय खएलक जि नगी ,
रहस्य बनल अछि अपने मे,
ओ, जड़ि सँ लऽ कऽ फुनगी ।

था कल मो न, आ'था कल देह,
मुदा , घटल ने लक्ष्य सँ एखनो नेह।

था कि गेलहुँ तऽ की भेलै?
जो द्धा छी बूढ़ ,मगर लड़ैत रहब,

जी तब की हा रब, जा नि ने,
मुदा , था कि ओक'हम बढ़ैत रहब।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.२.आशीष अनचिन्हार- २ टा गजल



**आशीष अनचिन्हार**

**२ टा गजल**

१

किनको भेटै फूलक रंग
किनको भेटै काँटक रंग

चुप्पे रहलै मंचक पात्र
बदलल लागल नाचक रंग

पूरा पूरी मोनक चाह
आधे रहलै आधक रंग

अपने रहलै हरियर गाछ
पीयर भेलै पातक रंग

नीपल ढ़ौड़ल बहुते झूठ
भखरल भखरल साँचक रंग

सभ पाँतिमे 22-22-22-21 मात्राक्रम अछि।

२

बेपारी छै ताल बैताल
हाटक बड़का जाल बैताल

कारी कारी कर्मक बलपर
गोटी भेलै लाल बैताल

इच्छा बनि गेलै भस्मासुर
अपने बनलै काल बैताल

जा धरि दियाद गलि नै गेलै
दबने रहलै माल बैताल

हुनकर मोनक हुनकर देहक
हमरो कहलक हाल बैताल

बाँकी नै छै कोनो गाछी
आबै साले साल बैताल

सभ पाँतिमे 22-22-22-22 मात्राक्रम अछि। दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानल गेल अछि। ई बहरे मीर अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

कोना बताउ जे सुरियहुँ
भरोसा-योग्य छी नइ हमि—
भीतरे भीतर कते' षड्यंत्र रचैत रहलौं हमि,
कते' के ठेलहुँ खाधि दिसि
उठौने छी उपर कतेको गोटे कें
जिनका डूबिये जेबाक चाही छलनि?

हम त दैह छी
जकरा कविता कथा कोश सँ सौं हाथ दूर
कोनो खिड़की कथा तर दबौं कए
शक्ति देबाक चाही छलनि—
छोट-बड़ कतेको तरहक अपराध
आबि करुण-कारुणक फंदा बनि कए
जिनकर हाथें कविताक पन्ना सटका
नगन गाछ बनि कए रहैं अछि ठाढ़
आ' अहाँ दिग्भ्रांत व्यथितकवि जकाँ
ताकि रहल छी हमरे दिसि ई सोचैत
जे समाधान कोनो मरितक पाओल जायत
एतहि सँ, (यदि लेतथि कयो पाठिका बाद के
ठीहा हमि त (आनै कयो छी) अगिला आगामी शतक में कतहु)
ओ नइ!

रुकड़गाँव

## मौका नइ भेटत कहबाक

— अंकिता

जँ सोचै छह आब कहियो मौका नइ भेटत
कहबाक
जे कहियो हमहूँ चाहैं छलौं
खेत पर सँ लहरबैत हवा जकाँ
सांकेतिक स्वर के बाध करी अहाँ सँ
एकटा झोंका बनि उड़ा दी अहाँक निर्वेणी
खसा' दी माथ पर सँ घुंघट केर ओढ़
आ' बजा दी हृदयक तार पर बासंती राग कोनो
मुदा से सब अग्रंथित सपने बनि कए रहि गेल
आब की कहियो बदलत ऋतुचक्र
जे गढ़ि देत एकटा नव दिवालोक, उष्णता
आ' उघारि लेब एकटा रातुक माधुरी
किछु बरसातिक टपटप
किछु खसैत उल्काक मृगांडिका
संगी भेल कानैत बिजुरी चुहिया
जकरा गणेश जी छोड़ि कए चलि गेल छथि
पर्वत पर
ओ बुढ़िया कए औता'
त जँ सोचै छह आब कहियो मौका नइ भेटतनि
कहबाक एकटा दुनियाक बोझ के ढोबैत



कौना ओहो भऽ गेल छथि परेशान
एक नजरि कलावती केर दर्शन ले बेसब्र
प्रतीक्षा क पल कते निष्ठुर होइ छइ

भ' सकैछ आब कहियो नहिंके नइ भेटते
कहबाक जे अहीं कें चाहै छलहुँ सब दिन
सब ठाम, कैलास सँ अतिथल धरि,
अकास सँ कालवन धरि,
भुवन सँ जटिल वनभूमि –
के सकता इच्छिताके छी
अहीं संग रचबैं ले' नवरास कोनो

गुड़गाँव
3.3.23.

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**४⠲⠧⠊⠙⠑⠓ ⠏⠑⠾⠜⠗ VIDEHA ARCHIVE**

**४⠲१⠲⠧⠊⠙⠑⠓ ⠔-⠏⠞⠈⠗⠊⠅⠜⠅ ⠎⠘⠾⠜ ⠏⠥⠗⠜⠝ ⠁⠰⠅ Videha e journal's all old issues**

**४⠲२⠲⠍⠌⠹⠊⠇⠔ ⠏⠕⠹⠔ ⠫⠜⠥⠝⠇⠕⠫ Maithili Books Download**

**४⠲३⠲⠍⠌⠹⠊⠇⠔ ⠧⠔⠫⠊⠽⠕⠅ ⠎⠰⠅⠇⠝ Maithili Videos**

**४⠲४⠲⠍⠌⠹⠊⠇⠔ ⠩⠊⠩⠥, ⠃⠜⠇ ⠜ ⠅⠊⠩⠕⠗ ⠎⠜⠓⠊⠞⠈⠽ Maithili Children Literature**

**४⠲५⠲⠧⠊⠙⠑⠓ ⠎⠈⠞⠈⠗⠔ ⠅⠕⠝⠜**

**४⠲६⠲⠧⠊⠙⠑⠓ ⠎⠳⠉⠝⠜ ⠎⠰⠏⠗⠈⠅ ⠁⠝⠈⠧⠑⠯⠼**

**४⠲७⠲⠧⠊⠙⠑⠓ ⠔-⠇⠗⠈⠝⠊⠬⠈⠛**

**४⠲८⠲⠍⠊⠹⠊⠇⠜ ⠗⠞⠈⠝**

**४⠲९⠲⠍⠊⠹⠊⠇⠜⠅ ⠨⠕⠚**

**४⠲१०⠲१⠲⠍⠌⠹⠊⠇⠔⠍⠑ ⠡⠙⠈⠍ ⠎⠍⠔⠟⠜ ⠜ ⠅⠍⠇⠜⠝⠝⠈⠙ ⠴⠜ (⠏⠈⠗⠎⠰⠛-⠉⠕⠗⠇⠑⠨⠅ ⠏⠰⠅⠚ ⠴⠜ ⠏⠗⠜⠝⠗⠅ ⠝⠳⠙⠝ ⠎⠜⠓⠊⠞⠈⠽ ⠉⠕⠗⠊⠅ ⠅⠥⠇ ⠜⠎⠜⠏⠗ ⠏⠜⠺⠅ ⠔⠿⠊⠏ ⠈⠏⠼⠔)**

**४⠲१०⠲२⠲⠏⠈⠗⠎⠰⠛-⠉⠕⠗⠇⠑⠨⠅ ⠏⠰⠅⠚ ⠴⠜ ⠏⠗⠜⠝⠗⠅ ⠏⠥⠗⠜⠝ ⠎⠜⠓⠊⠞⠈⠽⠅ ⠉⠕⠗⠊⠅ ⠅⠥⠇ ⠜⠎⠜⠏⠗ ⠏⠜⠺⠅ ⠔⠿⠊⠏ ⠈⠏⠼⠔ ⠜⠅ ⠊⠉⠥⠏ ⠈⠏⠝⠜⠴**

**४.विदेह पेटार VIDEHA ARCHIVE**

४.१.विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक Videha e journal's all old issues

४.२.मैथिली पोथी डाउनलोड Maithili Books Download

४.३.मैथिली वीडियोक संकलन Maithili Videos

४.४.मैथिली शिशु, बाल आ किशोर साहित्य Maithili Children Literature

४.५.विदेह स्त्री कोना

४.६.विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण

४.७.विदेह ई-लर्निङ्ग

४.८.मिथिला रत्न

४.९.मिथिलाक खोज

४.१०.१. मैथिलीमे छद्म समीक्षा आ कमलानन्द झा (प्रसंग- चोर लेखक पंकज झा पराशरक नूतन साहित्य चोरिक खुलासापर पाठकीय टिप्पणी)

४.१०.२. प्रसंग- चोर लेखक पंकज झा पराशरक पुरान साहित्यिक चोरिक खुलासापर पाठकीय टिप्पणी आ किछु प्रमाण

https://books.google.com/

Videha Archive of Old Issues विदेह पुरान अंकक आर्काइव (पूर्णतः अव्यवसायिक उद्देश्य आ मात्र एकेडमिक प्रयोग लेल) विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक पी.डी.एफ. डाउनलोड लेल क्रमानुसार नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal are available for pdf download at the respective links below.

.............

तिरहुता, नेवाडी आ कैथी फॉण्ट डाउनलोड Google's Noto Fonts project/ GitHub

| तिरहुता नोटो फॉण्ट | कैथी ओटीएफ | कैथी टीटीएफ | नेवाड़ी ओ.टी.एफ. | नेवाड़ी टी.टी.एफ. |
|---|---|---|---|---|

https://fonts.google.com/ (Google Open Fonts download)

Tirhuta Offline Keyboard download

Keyman Tirhuta/ Vedic Devanagari Keyboards Download

https://malarproject.gitlab.io/tirhuta (Tirhuta Keyboard Online)

..........

१

गजेन्द्र ठाकुर (सम्पादन)

| विदेह-सदेह १-२५ www.videha.co.in<br>*विदेह ई-पत्रिकाक अंक १-३५० सँ- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ गद्य आ पद्यक एकटा समानान्तर संकलन* | |
|---|---|
| देवनागरी | मिथिलाक्षर |
| विदेह:सदेह १ | विदेह: सदेह १ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २ मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना | विदेह: सदेह २ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३ मैथिली पद्य | विदेह: सदेह ३ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ४ मैथिली कथा | विदेह: सदेह ४ तिरहुता |
| विदेह मैथिली विहनि कथा [विदेह सदेह ५] | विदेह: सदेह ५ तिरहुता |
| विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५]-संस्करण-२ | विदेह: सदेह ५ संस्करण-२ तिरहुता |
| विदेह मैथिली लघुकथा [विदेह सदेह ६] | विदेह: सदेह ६ तिरहुता |
| विदेह मैथिली पद्य [विदेह सदेह ७] | विदेह: सदेह ७ तिरहुता |

| | |
|---|---|
| विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [विदेह सदेह ८] | विदेह: सदेह ८ तिरहुता |
| विदेह मैथिली शिशु उत्सव [विदेह सदेह ९] | विदेह: सदेह ९ तिरहुता |
| विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [विदेह सदेह १०] | विदेह: सदेह १० तिरहुता |
| विदेह:सदेह ११ | विदेह: सदेह ११ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १२ | विदेह: सदेह १२ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १३ | विदेह: सदेह १३ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १४ | विदेह: सदेह १४ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १५ | विदेह: सदेह १५ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १६ | विदेह: सदेह १६ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १७ | विदेह: सदेह १७ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १८ | विदेह: सदेह १८ तिरहुता |
| विदेह:सदेह १९ | विदेह: सदेह १९ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २० | विदेह: सदेह २० तिरहुता |
| विदेह:सदेह २१ | विदेह: सदेह २१ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २२ | विदेह: सदेह २२ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २३ | विदेह: सदेह २३ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २४ | विदेह: सदेह २४ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २५ | विदेह: सदेह २५ तिरहुता |
| विदेह-सदेह २६-३६ www.videha.co.in<br>*विदेह ई-पत्रिकाक अंक १-३५० सँ- थीम आधारित मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ मूल आ अनूदित गद्य आ पद्यक एकटा समानान्तर संकलन* | |
| विदेह:सदेह २६ (डॉ शम्भु कुमार सिंह आ डॉ अरुण कुमार सिंह अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह २६ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २७ (गजेन्द्र ठाकुर आ रवि भूषण पाठकक आन भाषासँ अनूदित गद्य आ पद्य- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह २७ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २८ (अनूदित गद्य आ पद्य- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह २८ तिरहुता |
| विदेह:सदेह २९ (रवि भूषण पाठक आ डॉ. कैलाश कुमार मिश्र- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह २९ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३० (स्कूल-कॉलेजक विद्यार्थी लेल- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३० तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३१ (डॉ. कामिनी कामायनी आ कुमार मनोज कश्यप- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३१ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३२ (रचनात्मक गद्य-पद्य लेखन भाग-१- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३२ तिरहुता |

| | |
|---|---|
| विदेह:सदेह ३३ (रचनात्मक गद्य-पद्य लेखन भाग-२- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३३ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३४ (रचनात्मक गद्य-पद्य लेखन भाग-३- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३४ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३५ (रचनात्मक गद्य-पद्य लेखन भाग-४- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३५ तिरहुता |
| विदेह:सदेह ३६ (रचनात्मक गद्य-पद्य लेखन भाग-५- अंक १-३५० सँ) | विदेह: सदेह ३६ तिरहुता |

...................

यू.पी.एस.सी. आ आन प्रतियोगिता परीक्षा लेल देखू:

| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| विदेह:सदेह १७ | विदेह:सदेह २१ | विदेह:सदेह २३ | विदेह:सदेह २६ | विदेह:सदेह २९ |
| विदेह:सदेह ३० | विदेह:सदेह ३२ | विदेह:सदेह ३३ | विदेह:सदेह ३४ | विदेह:सदेह ३५ |

................

२

विदेहक सभटा पुरान अंक (अंक १ सँ ३५४ आ आगाँ)

विदेहक अंक १-१४९ (देवनागरी, मिथिलाक्षर आ ब्रेलमे)

| देवनागरी | मिथिलाक्षर | ब्रेल |
|---|---|---|
| Videha_01_01_08 | Videha_01_01_08_Tirhuta | 1 |
| Videha_15_01_08 | Videha_15_01_08_Tirhuta | 2 |
| Videha_01_02_08 | Videha_01_02_08_Tirhuta | 3 |
| Videha_15_02_08 | Videha_15_02_08_Tirhuta | 4 |
| Videha_01_03_08 | Videha_01_03_08_Tirhuta | 5 |
| Videha_15_03_08 | Videha_15_03_08_Tirhuta | 6 |
| Videha_01_04_2008 | Videha_01_04_2008_Tirhuta | 7 |

| | | |
|---|---|---|
| Videha_15_04_2008 | Videha_15_04_2008_Tirhuta | 8 |
| Videha_01_05_2008 | Videha_01_05_2008_Tirhuta | 9 |
| Videha_15_05_2008 | Videha_15_05_2008_Tirhuta | 10 |
| Videha_01_06_2008 | Videha_01_06_2008_Tirhuta | 11 |
| Videha_15_06_2008 | Videha_15_06_2008_Tirhuta | 12 |
| Videha_01_07_2008 | Videha_01_07_2008_Tirhuta | 13 |
| Videha_15_07_2008 | Videha_15_07_2008_Tirhuta | 14 |
| Videha_01_08_2008 | Videha_01_08_2008_Tirhuta | 15 |
| Videha_15_08_2008 | Videha_15_08_2008_Tirhuta | 16 |
| Videha_01_09_2008 | Videha_01_09_2008_Tirhuta | 17 |
| Videha_15_09_2008 | Videha_15_09_2008_Tirhuta | 18 |
| Videha_01_10_2008 | Videha_01_10_2008_Tirhuta | 19 |
| Videha_15_10_2008 | Videha_15_10_2008_Tirhuta | 20 |
| Videha_01_11_2008 | Videha_01_11_2008_Tirhuta | 21 |
| Videha_15_11_2008 | Videha_15_11_2008_Tirhuta | 22 |
| Videha_01_12_2008 | Videha_01_12_2008_Tirhuta | 23 |
| Videha_15_12_2008 | Videha_15_12_2008_Tirhuta | 24 |
| Videha_01_01_2009 | Videha_01_01_2009_Tirhuta | 25 |
| Videha_15_01_2009 | Videha_15_01_2009_Tirhuta | 26 |
| Videha_01_02_2009 | Videha_01_02_2009_Tirhuta | 27 |
| Videha_15_02_2009 | Videha_15_02_2009_Tirhuta | 28 |
| Videha_01_03_2009 | Videha_01_03_2009_Tirhuta | 29 |

| | | |
|---|---|---|
| Videha_15_03_2009 | Videha_15_03_2009_Tirhuta | 30 |
| Videha_01_04_2009 | Videha_01_04_2009_Tirhuta | 31 |
| Videha_15_04_2009 | Videha_15_04_2009_Tirhuta | 32 |
| Videha_01_05_2009 | Videha_01_05_2009_Tirhuta | 33 |
| Videha_15_05_2009 | Videha_15_05_2009_Tirhuta | 34 |
| Videha_01_06_2009 | Videha_01_06_2009_Tirhuta | 35 |
| Videha_15_06_2009 | Videha_15_06_2009_Tirhuta | 36 |
| Videha_01_07_2009 | Videha_01_07_2009_Tirhuta | 37 |
| Videha_15_07_2009 | Videha_15_07_2009_Tirhuta | 38 |
| videha_01_08_2009 | videha_01_08_2009_tirhuta | 39 |
| videha_15_08_2009 | videha_15_08_2009_tirhuta | 40 |
| videha_01_09_2009 | videha_01_09_2009_tirhuta | 41 |
| videha_15_09_2009 | videha_15_09_2009_tirhuta | 42 |
| videha_01_10_2009 | videha_01_10_2009_tirhuta | 43 |
| videha_15_10_2009 | videha_15_10_2009_tirhuta | 44 |
| videha_01_11_2009 | videha_01_11_2009_tirhuta | 45 |
| videha_15_11_2009 | videha_15_11_2009_tirhuta | 46 |
| videha_01_12_2009 | videha_01_12_2009_tirhuta | 47 |
| videha_15_12_2009 | videha_15_12_2009_tirhuta | 48 |
| videha_01_01_2010 | videha_01_01_2010_tirhuta | 49 |
| videha_15_01_2010 | videha_15_01_2010_tirhuta | 50 |
| videha_01_02_2010 | videha_01_02_2010_tirhuta | 51 |

| | | |
|---|---|---|
| videha_15_02_2010 | videha_15_02_2010_tirhuta | 52 |
| videha_01_03_2010 | videha_01_03_2010_tirhuta | 53 |
| videha_15_03_2010 | videha_15_03_2010_tirhuta | 54 |
| videha_01_04_2010 | videha_01_04_2010_tirhuta | 55 |
| videha_15_04_2010 | videha_15_04_2010_tirhuta | 56 |
| videha_01_05_2010 | videha_01_05_2010_tirhuta | 57 |
| videha_15_05_2010 | videha_15_05_2010_tirhuta | 58 |
| videha_01_06_2010 | videha_01_06_2010_tirhuta | 59 |
| videha_15_06_2010 | videha_15_06_2010_tirhuta | 60 |
| videha_01_07_2010 | videha_01_07_2010_tirhuta | 61 |
| videha_15_07_2010 | videha_15_07_2010_tirhuta | 62 |
| videha_01_08_2010 | videha_01_08_2010_tirhuta | 63 |
| videha_15_08_2010 | videha_15_08_2010_tirhuta | 64 |
| videha_01_09_2010 | videha_01_09_2010_tirhuta | 65 |
| videha_15_09_2010 | videha_15_09_2010_tirhuta | 66 |
| videha_01_10_2010 | videha_01_10_2010_tirhuta | 67 |
| videha_15_10_2010 | videha_15_10_2010_tirhuta | 68 |
| videha_01_11_2010 | videha_01_11_2010_tirhuta | 69 |
| videha_15_11_2010 | videha_15_11_2010_tirhuta | 70 |
| videha_01_12_2010 | videha_01_12_2010_tirhuta | 71 |
| videha_15_12_2010 | videha_15_12_2010_tirhuta | 72 |
| videha_01_01_2011 | videha_01_01_2011_tirhuta | 73 |

| | | |
|---|---|---|
| videha_15_01_2011 | videha_15_01_2011_tirhuta | 74 |
| videha_01_02_2011 | videha_01_02_2011_tirhuta | 75 |
| videha_15_02_2011 | videha_15_02_2011_tirhuta | 76 |
| videha_01_03_2011 | videha_01_03_2011_tirhuta | 77 |
| videha_15_03_2011 | videha_15_03_2011_tirhuta | 78 |
| videha_01_04_2011 | videha_01_04_2011_tirhuta | 79 |
| videha_15_04_2011 | videha_15_04_2011_tirhuta | 80 |
| videha_01_05_2011 | videha_01_05_2011_tirhuta | 81 |
| videha_15_05_2011 | videha_15_05_2011_tirhuta | 82 |
| videha_01_06_2011 | videha_01_06_2011_tirhuta | 83 |
| videha_15_06_2011 | videha_15_06_2011_tirhuta | 84 |
| videha_01_07_2011 | videha_01_07_2011_tirhuta | 85 |
| videha_15_07_2011 | videha_15_07_2011_tirhuta | 86 |
| videha_01_08_2011 | videha_01_08_2011_tirhuta | 87 |
| videha_15_08_2011 | videha_15_08_2011_tirhuta | 88 |
| videha_01_09_2011 | videha_01_09_2011_tirhuta | 89 |
| videha_15_09_2011 | videha_15_09_2011_tirhuta | 90 |
| videha_01_10_2011 | videha_01_10_2011_tirhuta | 91 |
| videha_15_10_2011 | videha_15_10_2011_tirhuta | 92 |
| videha_01_11_2011 | videha_01_11_2011_tirhuta | 93 |
| videha_15_11_2011 | videha_15_11_2011_tirhuta | 94 |
| videha_01_12_2011 | videha_01_12_2011_tirhuta | 95 |

| | | |
|---|---|---|
| videha_15_12_2011 | videha_15_12_2011_tirhuta | 96 |
| videha_01_01_2012 | videha_01_01_2012_tirhuta | 97 |
| videha_15_01_2012 | videha_15_01_2012_tirhuta | 98 |
| videha_01_02_2012 | videha_01_02_2012_tirhuta | 99 |
| videha_15_02_2012 | videha_15_02_2012_tirhuta | 100 |
| videha_01_03_2012 | videha_01_03_2012_tirhuta | 101 |
| videha_15_03_2012 | videha_15_03_2012_tirhuta | 102 |
| videha_01_04_2012 | videha_01_04_2012_tirhuta | 103 |
| videha_15_04_2012 | videha_15_04_2012_tirhuta | 104 |
| videha_01_05_2012 | videha_01_05_2012_tirhuta | 105 |
| videha_15_05_2012 | videha_15_05_2012_tirhuta | 106 |
| videha_01_06_2012 | videha_01_06_2012_tirhuta | 107 |
| videha_15_06_2012 | videha_15_06_2012_tirhuta | 108 |
| videha_01_07_2012 | videha_01_07_2012_tirhuta | 109 |
| videha_15_07_2012 | videha_15_07_2012_tirhuta | 110 |
| videha_01_08_2012 | videha_01_08_2012_tirhuta | 111 |
| videha_15_08_2012 | videha_15_08_2012_tirhuta | 112 |
| videha_01_09_2012 | videha_01_09_2012_tirhuta | 113 |
| videha_15_09_2012 | videha_15_09_2012_tirhuta | 114 |
| videha_01_10_2012 | videha_01_10_2012_tirhuta | 115 |
| videha_15_10_2012 | videha_15_10_2012_tirhuta | 116 |
| videha_01_11_2012 | videha_01_11_2012_tirhuta | 117 |

| | | |
|---|---|---|
| videha_15_11_2012 | videha_15_11_2012_tirhuta | 118 |
| videha_01_12_2012 | videha_01_12_2012_tirhuta | 119 |
| videha_15_12_2012 | videha_15_12_2012_tirhuta | 120 |
| videha_01_01_2013 | videha_01_01_2013_tirhuta | 121 |
| videha_15_01_2013 | videha_15_01_2013_tirhuta | 122 |
| videha_01_02_2013 | videha_01_02_2013_tirhuta | 123 |
| videha_15_02_2013 | videha_15_02_2013_tirhuta | 124 |
| videha_01_03_2013 | videha_01_03_2013_tirhuta | 125 |
| videha_15_03_2013 | videha_15_03_2013_tirhuta | 126 |
| videha_01_04_2013 | videha_01_04_2013_tirhuta | 127 |
| videha_15_04_2013 | videha_15_04_2013_tirhuta | 128 |
| videha_01_05_2013 | videha_01_05_2013_tirhuta | 129 |
| videha_15_05_2013 | videha_15_05_2013_tirhuta | 130 |
| videha_01_06_2013 | videha_01_06_2013_tirhuta | 131 |
| videha_15_06_2013 | videha_15_06_2013_tirhuta | 132 |
| videha_01_07_2013 | videha_01_07_2013_tirhuta | 133 |
| videha_15_07_2013 | videha_15_07_2013_tirhuta | 134 |
| videha_01_08_2013 | videha_01_08_2013_tirhuta | 135 |
| videha_15_08_2013 | videha_15_08_2013_tirhuta | 136 |
| videha_01_09_2013 | videha_01_09_2013_tirhuta | 137 |
| videha_15_09_2013 | videha_15_09_2013_tirhuta | 138 |
| videha_01_10_2013 | videha_01_10_2013_tirhuta | 139 |

| | | |
|---|---|---|
| videha_15_10_2013 | videha_15_10_2013_tirhuta | 140 |
| videha_01_11_2013 | videha_01_11_2013_tirhuta | 141 |
| videha_15_11_2013 | videha_15_11_2013_tirhuta | 142 |
| videha_01_12_2013 | videha_01_12_2013_tirhuta | 143 |
| videha_15_12_2013 | videha_15_12_2013_tirhuta | 144 |
| videha_01_01_2014 | videha_01_01_2014_tirhuta | 145 |
| videha_15_01_2014 | videha_15_01_2014_tirhuta | 146 |
| videha_01_02_2014 | videha_01_02_2014_tirhuta | 147 |
| videha_15_02_2014 | videha_15_02_2014_tirhuta | 148 |
| videha_01_03_2014 | videha_01_03_2014_tirhuta | 149 |

विदेहक अंक १५०-३४४

| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| VIDEHA_150 | VIDEHA_151 | VIDEHA_152 | VIDEHA_153 | VIDEHA_154 |
| VIDEHA_155 | VIDEHA_156 | VIDEHA_157 | VIDEHA_158 | VIDEHA_159 |
| VIDEHA_160 | VIDEHA_161 | VIDEHA_162 | VIDEHA_163 | VIDEHA_164 |
| VIDEHA_165 | VIDEHA_166 | VIDEHA_167 | VIDEHA_168 | VIDEHA_169 |
| VIDEHA_170 | VIDEHA_171 | VIDEHA_172 | VIDEHA_173 | VIDEHA_174 |
| VIDEHA_175 | VIDEHA_176 | VIDEHA_177 | VIDEHA_178 | VIDEHA_179 |
| VIDEHA_180 | VIDEHA_181 | VIDEHA_182 | VIDEHA_183 | VIDEHA_184 |
| VIDEHA_185 | VIDEHA_186 | VIDEHA_187 | VIDEHA_188 | VIDEHA_189 |
| VIDEHA_190 | VIDEHA_191 | VIDEHA_192 | VIDEHA_193 | VIDEHA_194 |
| VIDEHA_195 | VIDEHA_196 | VIDEHA_197 | VIDEHA_198 | VIDEHA_199 |
| VIDEHA_200 | VIDEHA_201 | VIDEHA_202 | VIDEHA_203 | VIDEHA_204 |
| VIDEHA_205 | VIDEHA_206 | VIDEHA_207 | VIDEHA_208 | VIDEHA_209 |
| VIDEHA_210 | VIDEHA_211 | VIDEHA_212 | VIDEHA_213 | VIDEHA_214 |
| VIDEHA_215 | VIDEHA_216 | VIDEHA_217 | VIDEHA_218 | VIDEHA_219 |
| VIDEHA_220 | VIDEHA_221 | VIDEHA_222 | VIDEHA_223 | VIDEHA_224 |
| VIDEHA_225 | VIDEHA_226 | VIDEHA_227 | VIDEHA_228 | VIDEHA_229 |
| VIDEHA_230 | VIDEHA_231 | VIDEHA_232 | VIDEHA_233 | VIDEHA_234 |
| VIDEHA_235 | VIDEHA_236 | VIDEHA_237 | VIDEHA_238 | VIDEHA_239 |
| VIDEHA_240 | VIDEHA_241 | VIDEHA_242 | VIDEHA_243 | VIDEHA_244 |
| VIDEHA_245 | VIDEHA_246 | VIDEHA_247 | VIDEHA_248 | VIDEHA_249 |
| VIDEHA_250 | VIDEHA_251 | VIDEHA_252 | VIDEHA_253 | VIDEHA_254 |
| VIDEHA_255 | VIDEHA_256 | VIDEHA_257 | VIDEHA_258 | VIDEHA_259 |
| VIDEHA_260 | VIDEHA_261 | VIDEHA_262 | VIDEHA_263 | VIDEHA_264 |

| VIDEHA_265 | VIDEHA_266 | VIDEHA_267 | VIDEHA_268 | VIDEHA_269 |
|---|---|---|---|---|
| VIDEHA_270 | VIDEHA_271 | VIDEHA_272 | VIDEHA_273 | VIDEHA_274 |
| VIDEHA_275 | VIDEHA_276 | VIDEHA_277 | VIDEHA_278 | VIDEHA_279 |
| VIDEHA_280 | VIDEHA_281 | VIDEHA_282 | VIDEHA_283 | VIDEHA_284 |
| VIDEHA_285 | VIDEHA_286 | VIDEHA_287 | VIDEHA_288 | VIDEHA_289 |
| VIDEHA_290 | VIDEHA_291 | VIDEHA_292 | VIDEHA_293 | VIDEHA_294 |
| VIDEHA_295 | VIDEHA_296 | VIDEHA_297 | VIDEHA_298 | VIDEHA_299 |
| VIDEHA_300 | VIDEHA_301 | VIDEHA_302 | VIDEHA_303 | VIDEHA_304 |
| VIDEHA_305 | VIDEHA_306 | VIDEHA_307 | VIDEHA_308 | VIDEHA_309 |
| VIDEHA_310 | VIDEHA_311 | VIDEHA_312 | VIDEHA_313 | VIDEHA_314 |
| VIDEHA_315 | VIDEHA_316 | VIDEHA_317 | VIDEHA_318 | VIDEHA_319 |
| VIDEHA_320 | VIDEHA_321 | VIDEHA_322 | VIDEHA_323 | VIDEHA_324 |
| VIDEHA_325 | VIDEHA_326 | VIDEHA_327 | VIDEHA_328 | VIDEHA_329 |
| VIDEHA_330 | VIDEHA_331 | VIDEHA_332 | VIDEHA_333 | VIDEHA_334 |
| VIDEHA_335 | VIDEHA_336 | VIDEHA_337 | VIDEHA_338 | VIDEHA_339 |
| VIDEHA_340 | VIDEHA_341 | VIDEHA_342 | VIDEHA_343 | VIDEHA_344 |

विदेहक सभ अंक सम्बन्धी किछु आवश्यक पोथी/ जानकारी

Learn Maithili Sign Language- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

मैथिली (मैथिली संकेत भाषा सहित- मैथिलीमे पहिल बेर)

Learn Mithilakshar- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

Learn IPA through Mithilakshar- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

Learn Braille through Mithilakshar- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

Tirhuta Offline Keyboard download

Keyman Tirhuta/ Vedic Devanagari Keyboards Download

Learn Kaithi- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

कैथी लिपि (मैथिली साहित्य संस्थान डाउनलोड लिंक)

Learn Newari- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

Learn Calligraphic Newari (Ranjana)- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

Learn Urdu Script- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

Learn Tibetan Script- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

Learn Japanese Script for Haiku- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

Learn Brahmi- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

Learn Kharoshthi- Gajendra Thakur (2009/ 2023)

*स्थायी स्तम्भ जेना मिथिला-रत्न, मिथिलाक खोज, विदेह पेटार आ सूचना-संपर्क-अन्वेषण सभ अंकमे समान अछि, तइ हेतु ई सभ स्तम्भ सभ अंकमे नै देल जाइत अछि, ई सभ स्तम्भ देखबा लेल क्लिक करू विदेहक ३४६ म, ३४७ म आ ३६५ म अंक। ऐ तीनू अंकमे सम्मिलित रूपेँ ई सभ स्तम्भ देल गेल अछि।*

विदेहक ३४५म आ आगाँक अंक

| देवनागरी | मिथिलाक्षर | आइ.पी.ए. | मैथिली ब्रेल |
|---|---|---|---|
| VIDEHA_345 | VIDEHA_345_Tirhuta | VIDEHA_345_IPA | VIDEHA_345_Braille |
| VIDEHA_346 | VIDEHA_346_Tirhuta | VIDEHA_346_IPA | VIDEHA_346_Braille |
| VIDEHA_347 | VIDEHA_347_Tirhuta | VIDEHA_347_IPA | VIDEHA_347_Braille |
| VIDEHA_348 | VIDEHA_348_Tirhuta | VIDEHA_348_IPA | VIDEHA_348_Braille |

